# समरपण भाव



# समरपण भाव



*माए श्रीमती भालसरी देवी, अस्सी बर्खक बुढ़, बाबूजी श्री रामदेव मण्डल पाँच भाँइक भैयारीमे सभसँ जेठ, जे सन 1915 दिसम्बर 4, शुक्र दिन, तिथि नौमी, समय रातिक 10:10मे हमरा सभकेँ लल्लो-बिल्लो कऽ चलि गेला। पढ़ल-लिखल तँ कम्मे धरि मुदा तइ जमानाक लोक। कागज-पत्रक बड़ जानकार। गामोक लोक सभ जमीन-जालक नक्शा आ नापी-जोखीक लेल सदिखन बाबूजीक पुछाइर करैन। हुनका ऐ बातक सेहन्ता छेलैन जे हमरा परिवारमे कियो सरकारी नोकरी करए। से चाहे पढ़ै-लिखैमे जे खर्च हौउ.. । हुनक ई सेहन्ता भगवान पुरा केलखिन। आर तँ नहि किछु मुदा हुनका सदिखन ऐ बातक गर्व रहलैन जे हमरो बेटा एकटा सरकारी स्कूलमे मास्टर अछि। ओना, कमाइ-खाइले तँ सौंसे संसारे छै मुदा शिक्षाक एक अलगे महत तँ छइहे, ऐ विषयमे अपने लोकैनकेँ की कहल जाए। ..बाबूजी मुइला लेकिन हमरा तीनू भाँइ आ अपन पाँचो भैयारीमे कहियो मुहाँ-ठुठी नइ भेलैन। चारू भाँइ तेतबए आदरो करथिन। जेकर परिणाम स्वरूप हुनकर श्राद्ध रूपी महायज्ञ 'पंच गामा' बिनु कोनो कुसऽ–कलेप कऽ जश-जश भेलैन।*

*..ई शब्द रूपी कथाक कुसुम हम हुनका सादर समर्पित करै छिऐन। अखनो एहेन बुझना जाइए जेना हुनकर हाथ असीरवादक रूपमे हमरा माथपर हुअए आ हम पिताक चरण छुबि असीरवाद लऽ रहल छी।*

*ई अविस्मरणीय रहत।*

**दुर्गानन्द मण्डल**

*राखी- 2016, निर्मली।*

**पहिल संस्करण : 2014**
**दोसर संस्करण : 2016**

**दाम : 151/-**

**अक्षर संयोजक : उमेश मण्डल**
***Co-Editor :*** *Videha 1st Maithili Fortnightly E-Magazine*
***http://www.videha.co.in***
***(ISSN 2229-547X)***
*Mobile : +918539043668*

**प्रिन्टिग एण्ड बान्डिग : श्रीमती पुनम मण्डल, निर्मली (सुपौल)**

**कटिंग : दी साहु प्रिन्टिग प्रेस, निर्मली (सुपौल)**

**Distributor :**
*Pallavi Distributors Ward no 06 Nirmali (Supaul)*
*Pin code no- 847452*
*Mobile No- +919572450405*

*Katha Kushum : Collection of Short Maithili Stories*
*by Sh. Durganand Mandal.*

## कथाक सत्तैर-

# किछु अपनो बात

जहिया होश भेल, जानतब भेल, लोक सभ हमरा कहै छैथ 'दुर्गानन्द', पिता श्री रामदेव मण्डल। गाम- गोधनपुर, पोस्ट- सुखेत, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी, प्रान्त- बिहार।

प्रारम्भिक शिक्षा बाबाक बनौल गामेक प्राइमरी स्कूलमे। तइ समैमे हम सभ चटिया काठक बनौल 'पाटी' आ 'गावीस मोसि' नमहर शीशीमे लऽ, मुन्ना लगा, बीत भरिक डोरीसँ बान्हि, नमहर कैड़चीक कलम लऽ लऽ स्कूल जाइत रही आ ओइ मोसिमे कलम डुमा-डुमा पाटीपर अ-आ-सँ-लऽ-कऽ बीस कान धरि लिखी। कोनो गलती भेलापर बुढ़बा मासैबक 'धेले चाट' आ मोलबी साहैबक 'करमिलक मारि' बिसैर नहि सकलौं अछि। बेस जेना-तेना पँचमा पास केलौं आ रामकृष्ण मध्य विद्यालय- पुरना बजारमे, गंगा राम कक्का साइकिलपर चढ़ा नेने गेला, छठामे नाओं लिखा देलैन। संगी सभ नीक रहने पढ़ैमे मन लागए लगल। गंगाराम कक्का बेसी काल बजार जाइ छला तँ स्कूलमे भेँट करै छला आ भूजा-भरली खाइले एक-दूटा रूपैआ सेहो दऽ दइ छला। कएक दिन मास्सैबसँ कहि छुट्टियो दिया दइ छला।

ओइ स्कूलमे अठमा धरि पढ़ाइ छेलइ। अठमा पास केला पछाइत केजरीवाल उच्च विद्यालय झंझारपुरमे, नौमामे नाओं लिखा देल गेल। ओइ समैमे आर्ट, साँइन्स आ कौमर्स- तीन तरहक वर्ग बेवस्था रहै छेलइ। कियो बतौनिहारो नहि जे हम कोन संकायमे नाओं लिखाबी। मुदा जागेश्वर बाबू मास्सैब कहलैन-

"ताबे तूँ नाओं लिखा लेह आ तोरा जइ विषयमे नीक लगतौ तही संकायमे पाछू बदैल देबौ।"

नाओं लिखा सभ संकायमे क्लाश करए लगलौं। मुदा विज्ञान, गणित आ कौमर्सक पढ़ाइ बुझबे ने करिऐ। कलामे जे विषय सभ छेलै से पढ़ैमे नीक लागए लगल, तँए कला संकायक सभ किताब पढ़ए लगलौं।

मैट्रिक परीक्षाक सेन्टर मधुबनी-सुड़ी स्कूल भेल। सन 1980क गप छी। चोरी नामक छुति नहि, कनीए नम्बरसँ पछैर सेकेण्ड डिविजनसँ पास भेलौं। कौलेजक मुँह देखबाक सेहन्ता पुरा भेल। परिवारमे सभकेँ खुशी भेलैन। आइ.ए. पास केला बाद बी.ए.मे अर्थ शास्त्र औनर्स लऽ कऽ नाओं लिखेलौं। भगवती कृपासँ औनर्स भेटल। गाम भरिमे सभकेँ मन हर्खित भेलैन। जे राम देव मण्डलक बेटा बी.ए. पास केलक। किए तँ ओइ समैमे आँगुरेपर बी.ए. पास छेलइ।

अगस्त 1985क गप छी। लगातार रौदी हुअ लगल। बेरोजगारीक स्थिति तेहेन जे 'की करी', 'की नइ करी' से किछु फुरबे ने करए। ऊपरसँ तीनटा बाल-बच्चा सेहो नान्हियेँटा छल। पहिल सन्तानक रूपमे कन्याँ रत्न 'किरण' आ तइसँ छोट- 'अरविन्द' आ तहूसँ छोट- 'घोलू', जे माइक दूध पीविते छल।

..मुदा रौदी तेहेन जे माइयोक छातीक दूध सुखल। सतासीक बाढ़ि आ अठासीक भुमकम सभ कियो देखनहि हएब। ..घर छोड़ि दिल्ली गेलौं कनी दिन भटकला बाद एकटा प्राइवेट फार्ममे नोकरी भेटल। मुदा नोकरी लोक करै केना छै से बुझले नहि! तँए एक्के दिनक गारि-बात सुनि भागि-पड़ा कऽ घुमि घर एलौं। मुदा घर एला बाद वएह रामा आ वएह खटोला..! आब की करी...। तात हमर एकटा मित्र 'नुनु बाबू' खौजरी दलदैलक रहनिहार- दरभंगामे एम.ए.मे नाओं लिखा संगे बी.एड. सेहो करै छला, सेसन फराक रहने..। ओ कहलैन-

"मित की करबै, से नइ तँ अहूँ नाओं लिखा लिअ।"

सएह केलौं। दुनू मित्र एक्के डेरामे रहौ लगलौं। बड़बढ़ियाँ। एक्के साल दुनू सेसनक परीक्षो भेल। दुनू दोस एम.ए. आ बी.एड. पास भेलौं। मुदा बेरोजगारीक वएह स्थिति। अन्ततः घरसँ भागि बम्बई गेलौं। एकटा नन-बैंकिंग कम्पनीमे काज धेलौं। छह मासक पछाइत ट्रान्सफर करा मधुबनी जिलाक मधेपुर एलौं। तीन साल धरि कम्पनी नीक-नहाँति चलल। मुदा जखन मैच्युरिटीक समए एलै तखन के केतए नुका गेल से कियो केकरो ने देखलक। हमहूँ करितौं तँ की करितौं, छह मास धरि एमहर-ओमहर घुमिते-फिरते रहलौं मुदा पाच केतौ ने लगल। फेर घुरि घर एलौं। हँ! तखन जइ समैमे मधेपुरमे रही, हमर एकटा अपेछित 'बिन्दुजी' एक्स-रे किल्निक चलबैत रहैथ। ओ यएह काज करए हमरो सलाह देलैन। मुदा पूजीक अभाव। तथापि डेग बढ़ेलौं। निर्मलीमे एक्स-रे खोलैले माकन भाड़ापर लेलौं। मुदा छह मास धरि बैसा कऽ किराया दैत रहलिऐ। किछु पाइ सूदोपर उठौने रही। कहबी परि, 'मूसक माटि मूसेक बिलमे' सएह भऽ गेल। तखन जेतए-तेतए कपार धुनि कर्जा-वर्जा लऽ, गहना-जेबर बन्धक राखि भैया आ भातिजक सहयोग पाबि आ भगवानक कृपासँ निर्मलीमे 'हरि ओम एक्स-रे' नाओंसँ एक्स-रे किल्निक खोललौं। बिसवास तँ नहि हएत मुदा सत् अछि, ओइ महिनामे मात्र उनतिसटा एक्स-रे भेल छल। घरेसँ हींग-हरैद जोड़ि कहुना गुजर करैत रही, ऊपरसँ बैंकक कर्जा आ एक्स-रे मशीनक लौनक किस्त अलगे, मुदा जेना-तेना भगवान पार लगौलैन।

एमहर आबि नितीश सरकारमे शिक्षकक नियोजन भेल। जिला परिषद् शिक्षकक रूपमे 'उच्च विद्यालय- झिटकी बनगामा'मे नियोजित भेलौं। आ अध्यापन कार्य करए लगलौं। हमरा लोकैन जे प्रशिक्षित रही, सरकारपर मोकदमा केने रही तइ सन्दर्भमे 34540 शिक्षकक बहाली आ तइमे हम वरियता क्रमांक 910पर दरभंगा जिलाक मध्य विद्यालय मनहर ऊर्दू अलीनगरमे कार्यरत छी। वर्तमानमे अपने सबहक असीरवादक परतापे सभ तरहेँ भरल-पुरल परिवार अछि। भगवान कथुक कमी नइ

देने छैथ। सुखसँ जीबै छी आ सतत् ऐ बातक खियाल रखै छी जे हम किनको दुख नइ दिऐन आ कियो हमरासँ दुखी नइ होथि।

लेखन कार्यक मादे दू शब्द–

'सगर राति दीप जरय- मैथिली कथा गोष्ठी'क चर्चा आदरणीय उमेश मण्डलजी केलैन। आ हुनक पिता- श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजी-क रचना लऽ दोहरा-तेहरा कऽ पढ़ि-लिखि मधुबनीक माध्यमिक शिक्षक संघ भवनमे पाठ केलौं। विद्वान लोकैनकेँ खूब पसीन पड़लैन। आ एक-दूटा आर कथा गोष्ठीमे जाइत-जाइत लेखनक प्रति जागरूकता भेल। आ समाजिक बेथा, प्रथा, रीति-रेबाज, संस्कृति, लोक कथा, बिहैन कथा, लघु कथा आदिक रूपमे विभिन्न प्रकारक कथाक एकटा हार 'कथा कुसुम'क रूपमे अपने विद्वान लोकनिक समक्ष अर्पित कए रहल छी।

..बिसवास अछि, नीक लागत। कथाक मादे सुझावक सदिखन स्वागत करब। तँए, सम्पूर्ण सिनेही पाठकसँ विनम्र आग्रह- कथा पढ़ि मोबाइल नम्बर 8434815050पर फोन कऽ उत्साहित करब, सुझाव देब आ तेकरा हम सिरोधार्य करब।

**अहींक**

**दुर्गानन्द मण्डल**

# बिआहक पहिल साल गिरह

राधा आ मोहन दुनूक बिआहक पहिल साल गिरह। दुनू परानीक मनमे उठैत खुशीक कोनो सीमा नहि। दुनूक बीच प्रेम एतेक जे साल केना बितल से बुझिए ने पेलक। परिवार छोट भेने जीवन जेतबए सुखमए तेतबए सरस सेहो। मोहन बैंकक कर्मचारी। तँए पटनेमे जमीन लऽ मकान बना, जेबा-एबा लेल नैनो गाड़ी सेहो कीनि लेलक। भिनसरसँ लऽ कऽ जाधैर ऑफिस जाइ छला ताधैर राधाक मदमस्त जुआनी देख समए केना बित जाइ छेलैन से पते ने चलैन। मुदा दस बजे धरि तैयार भऽ ऑफिस जरूर चलि जाइ छला। दिन भरिमे ऑफिसोसँ एक-आध बेर राधाकेँ फोन कऽ हालि-चालि जरूर पुछि लइ छेलखिन। पाँच बजे ऑफिस बन्न भेला पछाइत किछु ने किछु सनेस लऽ मोहन घर चल अबै छला। राधा ताधैर बाट तकैत रहै छेली। जाधैर गाड़ीक हौरन नै बाजि उठै छेलैन। ऐ तरहेँ दुनू परानी लेल सभ दिन होली आ राति दीवाली रहै छल। देखैत-देखैत साल बित गेल आ आबि गेल बिआहक पहिल साल गिरह।

दुनू परानी आपसमे विचारलैन जे बिआहक पहिल साल गिरह छी, तँए ऐ शुभ अवसैरपर अपना दोस्त सभकेँ एकटा शानदार पाटी देल जाए। पाटीमे खेबाक-पीबाक पुरकस इंतजाम छल। रवि दिन रहलाक कारणे पाटियो समैसँ शुरू भेल ओइ दिन तँ राधा आ मोहनक सुन्दरते

अपूर्व छल। दुनू परानी फिल्मी हिरो-हिरोइन जकाँ लगै छला। साँझ पड़िते दोस्त-दोस्तिनी सभ आबए लगलैन। सभसँ उपहार लऽ राधा डैनिंग हॉलमे रखि-रखि आबैथ। पाटीमे कोनो वस्तुक कमी नै छल। सभ कियो खूब खेलक-पीलक आ नाच-गान करए लगल। मोहनकेँ दोस्तक बीच रहैत-रहैत पीबैक चस्का लगि गेल छेलैन। तँए आइ मोहनो खूब पीलैन।

पीला पछाइत राधाकेँ डाँरपर हाथ दऽ दोसर हाथ पकैड़ ओहो नाचए लगला। नाच-गान खतम भेला बाद सभ दोस-दोसतिनी अपन-अपन घर गेल। मुदा ओही दोसक बीच मोहनक एकटा अभिन्न दोस अरूण जेकरा पीबैक आदति नहि, ओ जलखै मात्र केला पछाइत अपन घर चलि गेल।

> "राधा हे राधा, देखू अहाँले मोहन केते बेकरार अछि। आउ अहाँ तँ हमर जान छी। हमर परान छी, आउ ने।"

कहैत मोहन उठै काल पलंगसँ टकरा गेला। राधा दौग एली देखली जे मोहन तँ किछु बेसीए पीब लेने छैथ। मोहन बजला-

> "ओह राधा, छोड़ू ने ई गप-सप्प। प्लीज एमहर आउ ने। हमरा आब अहाँ एना जुनि तड़पाउ। ओह राधा, अहाँ केते सुन्दर छी। मन होइए अहाँकेँ हम देखते रही। किछु बाजी अहाँ हम सुनिते रही।"

गीत गबैत मोहन राधाकेँ अपना बाँहिमे कसि पलंगपर ओंघरा देलखिन। प्रेमक सागरमे डुमए चाहलक। मुदा सागरमे डुमैसँ पहिने एना भेलै, मोहन औक करए चाहलक। राधा हाँइ-हाँइ मोहनकेँ उठाबए चाहलक। ताबए तँ मोहन पलंगेपर बोकैर-बोकैर भरलक। सौंसे घर गंधसँ भरि गेल। नाके ने देल जाइ। शराबक निशाँमे मोहन बेसुधि। कनीए कालक बाद मोहनकेँ फेर मन भेलै जे औक हएत। निशेमे मातल मोहन जाकि पलंगसँ उठल आकि पलंगेपर खसि पड़ल, कपार फुटि गेलै,

शोनितक टघार चलए लगलै। राधा जेना-तेना मोहनक माथसँ बहैत शोनितकेँ रूमालसँ पोछि-पाछि माथकेँ बान्हि देलक।

मुदा एतबोपर मोहनक मन थीर नै भेलइ। पेटमे दर्द उठलै। दरदे छड़पटाए लगल। ओही अवस्थामे मोहन एकबेर फेर औक केलक। मुदा ऐबेर खुने केलक। समुच्चा घर खुने-खुनामे भऽ गेल। मोहन खून बोकैर रहल छल। तथाइपो ओकर दर्द कम नै भऽ रहल छेलइ। एमहर असगरे राधा की करती। राधाकेँ मन पड़लैन अरूण। अरूण मोहनक दोस जे शराब नै पीब अपना घर चलि गेल छल। अरूण... अरूण... अरूण... हल्ला करैत राधा अरूण दुनू परानीकेँ बजौलक। अरूण दुनू परानी दौगल राधा ऐठाम आएल। मोहनक हाल देख दुनू परानीकेँ होश उड़ि गेल। अरूण बाजल-

> "भौजी, मोहन भैयाक हाल ठीक नै छैन। हम गाड़ी निकालै छी अहाँ दुनू गोरे भैयाकेँ पकैड़ बाहर लाउ।"

गाड़ीक पैछला दरबज्जा खोलि, सीटपर मोहनकेँ पाड़ि राधा आ अपन पत्नीक संग अरूण अस्पताल दिस बिदा भेल। अरूण तीव्र गतिसँ गाड़ी चला रहलए अपना धुनिमे। जे जल्दीसँ जल्दी अस्पताल पहुँच जाइ। बाटमे मोहनकेँ बड़ी जोड़सँ दर्द भेलै आ हिच्की उठलै दर्दसँ छटपटाइ-कछमछाइत एकबेर फेर खूब नमहर खूनक औक भेलइ। किछुए कालक पछाइत मोहन कालकलवित भऽ गेल।

राधाकेँ शंका भेलइ। ओकर करेज भालरि जकाँ काँपि उठलै। जोरसँ कानए लगल। अरूण बोल-भरोस दैत अस्पताल पहुँचल। अरूण आ पूजा दुनू परानी मोहनकेँ स्ट्रेचरपर लादि डाक्टर लग लऽ गेल। डाक्टर साहैब आला लगा नारी देख तजबीज करैत बजला-

> "माफ करू, ई आब नै छैथ।"

सुनिते राधा पछाड़ खा मोहनक मृत शरीरपर गाछ जकाँ खसली। पूजा कनैत राधाकेँ सम्हारैत बजली-

"दीदी, उठू होश करू। की करबै धैरज राखए पड़त। जिनगीकेँ जीबए पड़त।"

पूजा उठौलैन। राधा उठली। मुदा फेर पछाड़ खा मोहनक शरीरपर खसि पड़ली। जोर-जोरसँ कनैत राधा मोहनक देहकेँ डोलबैत बाजलि-

"स्वामी यौ स्वामी, अहाँ केतए चलि गेलौं यौ स्वामी? उठू ने अहाँ तँ कहैत रही जे मोन होइए अहाँकेँ हम देखते रही। देखू ने हम छी अहाँक राधा। उठू ने। उठू ने। देखू ने। अहाँक राधा...।"

अहुरिया कटैत राधाकेँ देख अरूण बाजल-

"भौजी, उठू होश करू। आब ओ घुरि नै औता।"

ई कहैत अरूण एकबेर राधाकेँ सम्हारि उठौलक। मुदा राधा पुन: पछाड़ खा स्वामी-स्वामी कहैत मोहनक मृत शरीरपर खसि बेहोश भऽ गेलि।

के... मोहनक राधा...।



शब्द संख्या : 787

# असली हीरा

मनमोहन गाम। गदाल बश्ती। एकसँ एक पहुँचल चोर गाममे। इलाकामे मनमोहन गामक पहिचान चोरबे गामसँ होइए। गामक विशेषता चोरि अछि। पढ़ल-लिखल तँ कम्मे मुदा एकसँ-एक बीहर चोर सभ। जेना हमरा लोकनिक खेती अध्ययन आ अध्यापन छी तहिना ओकरा सबहक खेती चोरि अछि। ओना ई फराक बात, ओ सभ एतेक गरीबो नै अछि जे बिनु चोरि केने जीब नै सकैए। मुदा ओ सभ अपन धन्धा बुझैए। भरि दिन सूतब आ रातिमे चोरि करब, ई ओकर सबहक धन्धा अछि। ओही गामक करिया नामी चोर छल। करियाक नाओंए सुनि इलाका थरथरा जाइ छल। चोरिए टा नै अपितु राहजनी, छीना-झपटी, खून-खराबा इत्यादि करब ओकर दिनचर्या छल।

एक दिनक गप छी। ओइ गाम दऽ ओम शान्ति पंथसँ जूड़ल व्रह्मकुमार दुर्गा भाय जा रहल छला। हुनका संग यज्ञक सेवार्थ किछु कैंचा आ गरदैनमे हीराक हार छेलैन। चलैत-चलैत झलफल भऽ गेल तात् केतए-ने-केतएसँ ओइ करियाक नजैर दुर्गा भायपर पड़ल। करिया देखलक, सोचलक। ई श्वेत वस्त्रधारी कोनो महात्मा छी। एकरे घेरल जाए आ संगमे जे किछु हेतै से छीनि लेल जाए। दुर्गा भाय बढ़ल जा रहल छला। करिया आगू बढ़ि दुर्गा भाइक कनपट्टीमे औजार सटा रूकैले कहलकैन। दुर्गा भाय रूकि गेला। करिया दुर्गा भाइक सभ किछु छीनि लेलक। अन्तमे ओकर नजैर हीराक हारपर पड़लै। बाजल-

"महात्माजी, ई हीराक हार लाबह?"

दुर्गा भाय कहलखिन-

"सुनह, ई तँ नकली हीरा छी। असली हीरा तँ तोरा लगमे छह। ओकर खोज करह ने। ई नकली हीरा कथीले लेबह।"

करिया तँ अवाक्। सोचए लगल। हमरा लग असली हीरा भऽ नै सकैए। मनमे उपकलै। ई महात्मा ठकैए। बाजल-

"हे महात्मा, हम असली-नकली नै बुझै छी। तूँ ई हीरा लाबह।"

दुर्गा भाय अपन गरदैनसँ हार निकालि करियाकेँ दैत बजला-

"हे सुनह, अखनो कहै छिअ। ई नकली हीरा छी। असली हीरा तँ तोरा अपने छह। ओकरा खोजह।"

करियाकेँ ई बात ठहकलै। आब तँ करिया खसल दुर्गा भाइक पएरपर-

"से नै तँ बाबा तूँ हमरा बता दैह जे असली हीरा छै केतए?"

दुर्गा भाय बजला-

"ओइ हीराकेँ खोजैले तोरा ई धन्धा छोड़ए पड़तह। दोसर गप तूँ जे करिहह से करिहह मुदा झूठ नै बजिहह।"

करिया घुमि घर आएल। मुदा दुर्गा भाइक बात ओकरा माथमे रहि-रहि कऽ घूमए लगलै। आखिर असली हीरा हमर केतए हरा गेल! फलस्वरूप करिया चोरि केनाइ छोड़ि देलक। झूठ सेहो बाजब बन्न केलक। ई बात काने-कान पसरए लगलै। जे कियो सुनै जे करिया चोरि केना छोड़ि देलकै तँ लोककेँ आश्चर्य लगै। करिया आब ने तँ चोरि करए आ ने झूठ-फूस बाजए। आब तँ संगतिया सभकेँ किछु ने फुड़इ। ऊहो सभ सोचलक। से नै तँ सरदार चोरी छोड़िए देलकै तँ हमहूँ सभ चोरि छोड़िए देब आ झूठ नै बाजब। सभ सएह केलक। चोरि करब आ झूठ

बाजब छोड़ि देलक। कनीए दिन पछाइत सबहक सोझहा भूखमरी आबि गेल। सबहक धिया-पुता भूखे टौआए लगल। करियाक संगैतया सभ लगमे आबि पुछलक-

"से नै तँ हम सभ तँ चोरि छोड़िए देलौं। मुदा बाल-बच्चा तँ भुखे टौआइए। आखैर एकर उपए की हेतै?"

करिया बाजल-

"अच्छा ठीक छइ। एते दिन जे भेलै से भेलइ। जँए एते दिन निमलह तँए तूँ सभ हमरा चौबीस घन्टाक समए दैह।"

तोहर सबहक दूख दूर भऽ जेतए। करिया भरि दिन गुनधुनमे लगल रहए जे की करी की नै? अन्तमे विचारलक, से नै तँ अपने राजक राजाकेँ सातटा लाल छइ। आनठाम चोरि नै कऽ ओही लालकेँ चोरा लाबी। करिया भरि दिन गुनधुनमे पड़ल रहए। भगवानकेँ यादि करैत रहए। हे परमात्मा आइ हमरा लग कोनो उपए नै अछि तँए हम चोरि सन ई पाप करब। जनिहह तोँ।

भरि दिन गमौला पछाइत करिया भगवानकेँ सुमरि बिदा भेल राजाक ओइठाम। नीसोडण्ड राति। राजा निसभेर सूतल। पहरू सभ पहरा दैत। दोग देख करिया भगवानकेँ सुमरि सिंहद्वार फाँनि भीतर गेल। दुहारिएपर सिपाही टोकलकै-

"है, के छिअह?"

करिया बाजल-

"चोर।"

सिपाही सोचलक। चोर केतौ कहत जे हम चोर छी। से नै तँ ई रजेकेँ कोइ छी। एकरा भीतर जाए दइ छिऐ। करिया भीतर गेल। दोसर फाटकपर दोसर सिपाही। ऊहो पुछलकै-

"हे के छिअ?"

बाजल-

"चोर।"

किएक तँ दुर्गा भाय कहने रहथिन। जे करिहह से करिहह मुदा झूठ नै बजिहह। तँए ओकरा जे पुछै, ओ सही बात कहि दइ हम छी चोर। ऐ प्रकारे करिया सातो फाटक टपि गेल। पहुँच गेल राजमहल। राज निसभेर सूतल।

करियाक नजैर तिजोरीपर पड़लै। चोर तँ रहबे करए। जुति-फाँति लगा तिजोरी खोललक। देखलक जे तिजोरीमे सातटा लाल छइ। सोचलक। एते लालसँ हमरा कोन काज। करिया ओइ सातो लालमे सँ चारिटा लऽ तीनटा छोड़ि देलक आ बिदा भेल। ताबत राजाकेँ नीन टुटलै। नजैर करियापर पड़लै। पुछलक-

"हे, के छिअ?"

कहलकै-

"हम छी चोर।"

"केतए आएल छह?"

करिया बाजल-

"चोरी करैले।"

"चोरी केलह?"

कहलकै-

"हँ।"

"कथी?"

"अहीं खजानामे सात गो लाल छल। हम चारि गो चोरेलौं आ तीनटा छोड़ि देलौं।"

ई बात सुनि राजा सोचलक। ई चोर नै भऽ सकत। चोर केतौ ई कहत जे हम छी चोर। आ तीनटा छोड़िओ देत। बाजल-

"अच्छा, जाह।"

सिपाही सभ किछु देख रहल छल। करिया अरामसँ चोरि कऽ लाल लऽ घुमि घर आबि गेल।

परात भने सौंसे गाम घोल भऽ गेल जे राज दरबारमे चोरि भऽ गेल। समुच्चा राजमे ढोलहो पड़ि गेल। करियो ऐठाम खबैर गेल। करिया अपन संगतियाक संग राज-दरबारमे उपस्थित भऽ गेल। दरबार लगल। दरबारमे पुछल गेलै-

"गत राति जे राजमहलमे चोरि भेल से चोर के?"

तही बीच राजा मंत्रीकेँ कहलक-

"मंत्रीजी, राति जे चोरि भेल से देखू गऽ सातो लालमे कएटा चोरि भेल आ कएटा अछि।"

मंत्री सोचलक चोरी तँ भेबे केलइ। जेहने एकटा तेहने सातटा। बँचल तीनू लालकेँ मंत्रीजी अपना घर रखि आएल। दरबारमे सभसँ पुछल गेलइ। अन्तमे करियाकेँ सेहो पुछल गेलइ। करियाकेँ दुर्गा भायबला बात तँ मने रहै जे जे करिहह से करिहह मुदा झूठ नै बजिहह। करिया बाजल-

"जी सरकार, चोरि हम केलौं।"

राजा आगू पुछलकै-

"की चोरि केलह?"

करिया कहलकै-

"ई गप तँ हम रातिए कहलौं। हम छी चोर। चारि गो लाल चोरेलौं।"

"तों जे चारिटा लाल चोरेलह तखन तीनटा की भेल?"

करिया बाजल-

"से हम नै कहब जे आरो लाल की भेल। हम जे चारिटा लाल चोरेलौं से हमरा संगेमे अछि। जँ लेब तँ लऽ लिअ। मुदा ई चोरी हम अपना पेट खातिर नहि, अपन जाति-समाजक पेट खातिर केलौं।"

राजा अकचका उठला। चोरी ई केलक मुदा अपना खातिर नै अपन जाति-समाजक खातिर। से की? करिया फरिछा कऽ सभ खिस्सा राजा साहैबकेँ कहलक। राजाकेँ बिसवास भऽ गेल।

आब राजा लगला ओइ तीनू लालक खोजमे। मन पड़लैन जे मंत्रीजीकेँ देखैले कहने रहथिन। मंत्रीजी ओइ तीनू लालक संग पकड़ा गेला। सभा लगले रहए। तुरंते मंत्रीजीकेँ जहलक सजा भऽ गेल। एमहर, करियाक सत्यवादी विचारसँ प्रेरित भऽ राजा मंत्रीक पद लऽ देलखिन। वेतनादिक रूपमे करियाकेँ जाति-समाजक लेल सालो भरिक खर्चा उठौलक। ऐ प्रकारे राजाक संग राजाक प्रजागण आनन्दमय जीवन जीबए लगल। चारूकात खुशहाली पसैर गेलइ। सभ चोर चोरि छोड़ि अपन उचित काज-उदम लागि गेल। केकरो कोनो तरहक दुख-तकलीफ नहि। कथुक कमी नै रहलै। समए बितैत गेल। राजा अपन समए नजदीक अबैत देख आ करियाक इमानदारीक प्रभावसँ प्रभावित भऽ अपन एकमात्र कन्याँक हाथ करियाक हाथमे दऽ चारूधामक यात्रापर निकलि गेल।

समए बितैत गेल। मनमोहन गामक आ करिया समाचार पत्र-पत्रिका आ समाचारमे सेहो आएल। वर्त्तमान सरकारक धियान सेहो मनमोहन गामपर गेल। सरकार सभकेँ इण्दिरा अवास दऽ

लाल कार्ड बना जेकरा परिवारमे जेहेन लोक छेलै तेकरा तेहने नोकरी दऽ ओइ गामकेँ आदर्श गाम बना देलक। आइ ओ मनमोहन गाम एकटा आदर्श गामक रूपमे जानल जाइत अछि। आ करियाकेँ ई बात सेहो बुझबा जोगर भऽ गेल, ओ जे भरि जीवन चोरि केलक ओ हीरा आ सत् जानि परमात्माकेँ पहचानि सत्मार्गपर चलब ओइ हीरामे कोन छल नकली हीरा आ कोन छल असली हीरा।



शब्द संख्या : 1207

# पोस्टमार्टम

रामेश्वरबाबू  गामक लब्धप्रतिष्ठि बेकती, सभ तरहेँ  सुखी-समपन्न, कथुक कमी नहि। कनियाँ गामक प्राइमरी स्कूलमे शिक्षिका। छठम वेतन भेने दरमोहो बढ़ियाँ। अपने एकटा उच्च विद्यालयमे प्रधानाध्यापक पदपर वर्तमानमे कार्यरत। कुल मिला कऽ मासिक आमदनी लाखोसँ ऊपर! लहना-पातीसँ आमदनी अलगे। स्वयं जेतए-केतौ रहला। प्रधानाध्यापक रहबाक कारणेँ औटी आमदनीक जोगार हरिदम लगौने रहै छला। आन-आन काज करबाक लेल आरो शिक्षकगण। मुदा आरम-फारम भर्ती काल शुल्कादिसँ ऊपरी आदमनी अपने जेबीमे। सहयोगी शिक्षक आ छात्रो सभसँ बनैन नहि। हप्ता दस दिनपर किछु-ने-किछु रमन-चमन होइते रहै छेलैन। तखने हुनकर मन ठीक-ठाक रहै छेलैन। कएक बेर कौमनरूम, शौचालय, बोड  आदिक लेल तोड़फोर भेल, मुदा हुनका लेल धैनसन! एक दिनक समए छल। समैसँ घण्टी लगल, प्रार्थना भेल, शिक्षक लोकैन अपन-अपन वर्गमे गेला।

रामेश्वरबाबूक सेहो कक्षा दसमे वर्ग छेलैन। बच्चा सबहक आग्रहोपर वर्ग दसमे जेबाक लेल तैयार नै भेला तँ सभ बच्चा वर्गसँ निकलि हिनका ऑफिससँ खीचि बाहर आनि कहा-सुनीक बाद, लाते-मुक्के गत्र-गत्र फोड़ि देलकैन। आब कहबी परि... ‘अपने करनी, गइ मुसहरनी’ भऽ गेलैन।

प्रात भने गारजियन सभ बजौल गेला। स्कूलपर बैसार भेल। मनधनबाबा मास्सैबसँ पुछलखिन-

"मास्सैब, किएक हमरा लोकैनकेँ बैसौलौं अछि?"

रामेश्वरबाबू सभ बात कहलकैन। मनधनबाबा आँखि मुनने निचेनसँ सुनि उत्तर देलकैन-

> "अहाँ अपने गुरु छी बच्चासँ समाज धरि शिक्षा देबक अधिकारी, ओहो मात्र समाजे नै सरकारोक नजैरमे। तखन..?"

◌

शब्द संख्या : 201

# बुधि

गामक बुढ़, पीपरावाली काकी, माथक केस सोन सन उज्जर धप-धप। आँखि भुमकमक दराड़ि जकाँ धँसल। बत्तीसीसँ हाँसील गोल। गिनती लेल दूगो दाँत देखार छल। मुदा चेतना पूर्णरूपेण। पेशाब-पैखानक ज्ञान पुरा-पुरी छैन। लाठी हाथे तिकोण भऽ चलै छैथ। मुदा गप एक्कोटा ने लटपटाइ छैन। गाम-घरक आ टोला-पड़ोसाक लोक सभ पीपरावाली काकीकेँ नीक खिस्सकरि, गीतगायन आ विधकरीक रूपमे जनै छैन। मिथिलाक माटि-पानिसँ जूड़ल सभ विध-बेवहारसँ लऽ कऽ टोना-टापर आ अरिपन-पीढ़ी आदि देबमे सिद्धस्त मानल जाइ छैथ। पैरुख घटने पीपरावाली काकी माय-सँ-दाइ भऽ गेली।

आनो-आनो समैमे धिया-पुता सभ पीपरावाली काकी लग खिस्सा सुनैले घूर लगौने रहैए। गरमी-गुमारमे तँ अरबधि कऽ। एक दिनक गप छी। काकीक अपन जौत-भुटबा जे वर्ग आठमे गामेक स्कूलमे पढ़ैए काकीकेँ खिस्सा सुनबैले जिद्द पकैड़ लेलक-

> “काकी गइ, एकटा नीक खिस्सा सुना। काल्हि जे स्कूल जेबै तँ मास्सैब सुनतै। काल्हि शनि छिऐ। मास्सैब कहने छथिन जे भुटबा काल्हि एकटा खिस्सा सुनबए पड़तौ। से काकी एकटा खिस्सा कही ने।”

काकी कहलखिन-

"केहेन खिस्सा सुनमेँ से तँ कह।"

भुटबा बाजल-

"काकी, नीक खिस्सा कही बुधि-ज्ञानबला जे स्कूलमे सुनाबए पड़तै। कोनो राजा-महराजाबला नै तँ सोनपड़ीबला कही।"

काकी शुरू केलैन खिस्सा-

"एक नगरमे एकटा राजा रहै छला। राजाक राजमे कथुक कमी नहि। सगतरि सुख-शान्ति बनल रहै छेलए। राज भरिमे ने केकरोसँ कोनो दुश्मनी आ ने बाड़ि। सभ एक-दोसराक सहयोगी। केकरो कोनो चीजक दुख-तकलीफ नहि। सौंसे राजमे अमन-चैन छल...।"

काकी कनी रूकैत आगू कहए लगलखिन-

"एक दिनक गप छी। राजाक छोटकी बेटी असलान करैले राज-महलसँ बाहर ढ्योढ़ीमे खुनाएल पोखैर जेकर चारूकात फुलवाड़ी छल तइमे अपन नौरी-खबासीनीक संग गेल। असलान करै काल अपन सभ कपड़ा उताइर निच्चाँ जमीनपर रखलक आ गरदैनक हिराक हार एकटा फूलक डारिपर लटका देलक। राजाक बेटी असलान-धियान कऽ कपड़ा पहिर नौरी-खबासीनीक संग राज दरबारमे चलि गेल। मुदा गरदैनक हीराक हार बिसैर गेल। ओ हार ओही फूलक डारिपर लटकल रहि गेल। दिन बीति गेलइ। लूकझूक साँझक बेरमे घोड़सारक नोकरक नजैर ओइ हारपर पड़ल। किएक तँ दिन भरिक काज-उदमक बाद ओ नौकर हाथ-पएर घोइले ओही पोखैरमे गेल। नोकरबा ओ हार लऽ नुका कऽ रखि लेलक। परात भने ओकर खोज-खबैर शुरू भेल। मुदा कियो गछबे ने करै जे हम लेलौं। राज भरिमे ढोलहो पड़ल। मुदा कोनो लाभ नहि। राजक बेटी

ओइ हार लेल सोगा गेल। दिन एक बितल, दोसर बितल। मुदा कोनो थाह-पता नहि। एमहर राजाक बेटी सोगाएल बिछौन पकड़ने। राजा मंत्रीकेँ बजौलैन। सभा लगल। दबारक सभ सभासद् एकठाम बैसला। राजाकेँ किछु ने फुरैन। अन्तमे मंत्रीजी बुधि बतबैत कहलखिन जे राजा साहैब चिन्ता जुनि करू। राजकुमारीक हार चौबीस घन्टाक पेसतर भेट जाएत। काल्हि पुन: दरबारक सभ कर्मचारीक संग प्रजाकेँ सेहो बजौल जाए। सएह भेल। राजाक आदेशानुसार राज दरबारक सभ कर्मचारी आ प्रजागण उपस्थित भेल। राजा फेर एकबेर सभकेँ पुछलखिन। मुदा हारक चोरिक विषएमे कियो ने बाजल...।"

भुटबा बिच्चेमे पुछलक-

"तब की भेलै?"

काकी आगू कहए लगलखिन-

"पश्चात मंत्रीजी बजला जे ठीक छै कोनो बात नै राजा साहैब। से नै तँ उपस्थित कर्मचारी-दरबारीक संग प्रजागण अपने सभ ऐ ढेरीमे सँ एक-हकटा लाठी लिअ। आ धियान राखब जे जे कियो राजकुमारीक हार लेलिऐ वा चोरौलिऐ तेकर लाठी रातिमे एकहाथ नमहर भऽ जाएत। सभ कियो एक-हकटा लाठी लेलक। घोड़सारक नोकर सेहो एकटा लेलक। हार तँ ओ घोड़सारक नोकरबे लेने रहए। से नै तँ ओकरा भेलै जे हम तँ काल्हि चोरीमे पकड़ाइए जाएब। तइ खातीर ओ अपन लाठीकेँ ऊपरसँ एक हाथ नापि कऽ काटि देलक। परात भेने पुन: दरबार लगल। सभ अपन-अपन लाठी लऽ दरबारमे पहुँचल। सबहक लाठी भजारल गेल। घोड़सारक नोकरक लाठी आन सभ लाठीसँ एक हाथ छोट छल। ऐ तरहेँ ओकर चोरि पकड़ा गेलइ। राजा ओकरा आर्थिक जुरबानाक संग छह मासक जहलक सजा दऽ देलखिन। ऐ तरहेँ राजकुमारीक हार भेट गेलइ। राजा आ प्रजा सभ खुश। राजा खुश भऽ कऽ मंत्रीकेँ इनाम देलखिन।

राजाक संग रानी आ राजकुमारी खुश। संगे सभ सभासद् सेहो। से बुझलीही रौ भुटबा जे कोन तरहेँ मंत्री चोरकेँ पकड़लक? एकरे कहै छै बुधि!"

भुटबा छल चूप। किएक तँ ओ खिस्सा सुनैत-सुनैत ओङहा गेल छल।



शब्द संख्या : 627

# बुड़बक के?

मंगला आ बुधना दुनू सहोदर भाए। एक माएक ओद्रसँ जनमल। जनमसँ लऽ कऽ अखन धरि दुनू भाँइक बीच बड़ ताल-मेल। केतौ कोनो काज दुनू भाँइ आपसमे विचारि लिअए तखने करए।

एक दिनक गप छी। संध्या कालक समए दुनू भाँइ बाध-बोनसँ आबि दुआरिपर बैसबै कएल आकि आँगनसँ खबैर एलै जे अगुआ साहैब ऐठीन सरकार एलखिन अछि। तात अगुआ साहैब सरकारक वन्दगी-भावमे लगल रहए। तत्खनात दुनू भाँइ अगुआ साहैब ऐठीन पहूँचल आकि वन्दगी-भाव कऽ घुमि आपस घर आएल। आ दुनू भाँइमे विचार हुअ लगल। छोटका बजैए-

> "हौ भैया, सरकार एलखिन अछि। काल्हि मकइ खेत सेहो तमैक ताक छइ। जदी सरकारमे ओझरा जाएब तँ खेत तामलो नै हेतह। से केना की करबहक?"

अचताइत-पचताइत दुनू भाँइ विचारलक जे सरकार तँ भिनसर आठ-दस बजेक पछाइत ने केतौ जेथिन, से नै तँ दुनू भाँइ तरगरे उठि बाध जा खेत सबेरे-सकाल तामि-कोरि आठ बजे धरि चलि आएब। बेस बड़ बढ़ियाँ दुनू भाँइ सहए केलक। तरगरे जा खेत तामए लगल। तमैत-तमैत अबेर भऽ गेलइ।

एमहर सरकार जे सबेरे उठला तँ देखलैन जे आहि रे वा सेवक

सभ तँ घर छोड़ि पड़ा गेल अछि। से नै तँ रहि कऽ की करब। अगुआ साहैबकैँ कहलखिन जे से नै तँ सबेर-सकाल जलखै-तलखै छोड़ि भोजनेक इजाम धराउ जे भोजन कऽ हमरो दीप जीबछ दास ऐठीम जेबाक अछि। से नै तँ गोधनपुरे होइत जाए पड़त तँ लक्ष्मी दासकैँ सेहो दरस-परत दइतै जाएब। अगुआ साहैब सएह केलक। सबेरे भोजन-भात कऽ सरकारकैँ लऽ दीप दिस बिदा भेला। जे कम-सँ-कम सीमा अबस्से टपा दिऐन। आगू-आगू सरकार आ पाछू-पाछू अगुआ साहैब। अगुआ साहैब सीमा टपा घुमि गेला। सरकार असगरे बिदा भेला। दसे डेग जहाँ ने कि आगू बढ़ै छैथ आकि मंगला आ बुधना दुनू सेवककैँ देखै छैथ जे दुनू भाँइ तँ मकइक खेत तामि रहल अछि। मंगला आ बुधना सेहो देखलक जे आब तँ सरकार देख लेलैन से नै तँ आब की उपाए हेतइ। घरो तँ लगमे अछि नै जे पाइ-कौड़ी आनि वन्दगी बजा लेतौं। हारि-थाकि दुनू भाँइ सोचलक जे की करब भैया। से नै तँ भावेमे भाव छै से सरकारकैँ वन्दगी बजा ली। दुनू भाँइ सएह केलक। दुनू भाँइ बेरा-बेरी वन्दगी बजौलक। साहैब असीरवाद दऽ आगू बढ़ला। फेर दुनू भाँइ खेत तामए लगल।

मुदा कनीए कालक पछाइत बुधना कहलक-

“भैया, से नै तँ एकटा बात बुझलहक। सरकार तँ हमरे पहिने मनसँ असीरवाद देलखिन।”

“भक्, बूड़िबक। सरकार तँ हमरा बादमे बढ़ियाँसँ असीरवाद देलक।”

आब दुनू भाँइमे कियो मानैले तैयारे नै जे सरकार केकरा भरि मन असीरवाद देलक। एमहर दुनू भाँइक पेटक भूख आ पियास सोहो जोर केने। तैपर सँ असीरवादबला झंझट अलगे। आब दुनू भाँइ आपसमे लड़ए-झगड़ए लगल। जे सरकार तँ हमरा भरि मन असीरवाद देलक तँ हमरा भरि मन असीरवाद देलक।

ताबत सरकारो ससैर दू बीघा आगू चलि गेला। आब तँ बड़ा फसाद। एकर फैसला के करत। से नै तँ दुनू भाँइ विचारलक, एकर फैसला चलि कऽ सरकारे साहैब लग कएल जाए।

आब देखू जे सरकार अलगे दौगल जा रहल छैथ, आ पाछू-पाछू दुनू भाँइ। दुनू भाँइक कान्हपर कोदारि। सरकार आगू-आगू आ दुनू पाँइ पाछू-पाछू। सरकार उनैट देखलैन जे दुनू भाँइक पित बिगैड़ गेलइ। से नै तँ कोदारिसँ काटि ने दिअए। सरकारकेँ तँ जैयो ने होनि तैयो भागल जाइथ। पाछूसँ मंगला आ बुधना दरबर दैत आबि रहल अछि। सरकार अगोँ बढ़ैथ आ पाछुओ घुरि-घुरि देखैत। पाछाँ जे घुरि देखैथ तँ पराण आरो उड़ल चलि जाइत रहैन। किएक तँ सरकारो पड़ाएल जाइ छैथ आ तहूसँ किछ बेसीए तेजीसँ मंगला आ बुधना सेहो। मुदा अन्ततः दुनू भाँइ दौगैत-दौगैत सरकारकेँ पकैड़िए लेलक। आ जैयो ने होइ तैयो छनलक दुनू पएर।

> “से नइ तँ सरकार, पहिने एकटा बातक फैसला करि दिअ जे अहाँ भरि मन असीरवाद केकरा देलिऐ- हमरा आकि मंगला भैयाकेँ?”

सरकार सोचिए रहल छला कि मंगला बाजल-

“सरकार, हमरा बादमे देलिऐ ने भरि मन असीरवाद?”

मंगला बाजए हमरा आ बुधना बाजए हमरा। आब तँ भेल पहपैट। सरकारो असमंजसमे पड़ि गेला। किछु फुरबे ने करैन। अचताइत-पचाइत सरकार जवाब देलखिन-

> “हौ, दुनू भाँइ सुनह। दुनू भाँइमे जे बुड़िबक छह। तेकरे मनसँ असीरवाद देलियह।”

आब बुधना बाजल-

“सरकार हम छी बेसी बुड़िबक।”

अहिना मंगला बाजए-

"सरकार, हम छी बेसी बुड़िबक।"

दुनू भाँइमे तहूले झंझट पसैर गेल। आब 'बुड़िबक के' तहीले झंझट शुरू भऽ गेल।

दुनू भाँइ बाजल-

"हम छी बेसी बुड़िबक। हम छी बेसी बुड़िबक।"

मंगला फेर बाजल-

"नहि सरकार, बुधना झूठ बजैए, हम छी बेसी बुड़िबक।"

कियो ई मानैले तैयारे नहि, जे बुड़िबक के।

सरकार बजला-

"हौ बुधन, आब ई कहह जे तोरा दुनू भाँइमे बुड़िबक के, से हम केना मानब। दुनू सहोदर भाए छह। एक माइक ओद्रसँ जनमल। भैयारीबला मामला अछि। तोहीं कहह जे बुड़िबक के, ई फैसला केना हएत?"

बुधना पसारलक अपन एकटा खिस्सा-

"सरकार, ओना अहाँ नहि बुझबै, सुनू सभटा खेरहा। हमर बिआह भेले छल। किछुए दिनक पछाइत दुरागमन सेहो भेल। दुरागमनक पहिल विदागरी करा कऽ हम आ हमर पत्नी- दुनू पराणी लड़िते-लड़िते माने पएरे-पएरे अबैत रही। गामसँ पहिने कनीटा धार अछि। भादो मास रहइ। पानि-बरिसातक अभावो भेने धार भरल छल। धार लग अबैत-अबैत झल-फल अन्हार भऽ गेल। नव-धव कनियाँ, ठोर-मुँहकेँ के कहए जे पएरो आड़तसँ लाल रंगमे रँगल छेलैन। अहर देखलौं-पहर देखलौं, नाहक केतौ पता नहि, विचारलौं जे धार टपब तँ टपब केना। से नइ तँ और अन्हार हुअ दिऐ आ कनियाँकेँ कान्हेपर लऽ टपि जाएब। दुनू पराणी विचारलौं। अन्हार भेलोपरान्त सएह केलौं। धारमे कनीए दूर तँ गेलौं

आकि भरि जाँघ पानि भऽ गेल। आगू बढ़लौं कि भरि छाती! फेर आगू बढ़लौं कि डुमए लगलौं! तखन पत्नीकेँ कहलयैन- 'से नइ तँ अन्हार भऽ गेल गेल। के देखत, अहाँ मुड़ी निच्चाँ आ पएर ऊपर कऽ लिअ जइसँ पएरक ललका आड़त नइ घुआएत। सएह केलौं। कनियाँ जखन पानिमे डुमए लगली तँ चिचिया लगली। मुदा हम कनियाक मुड़ी पानिमे गौंतने धार टपए लगलौं। कनियाँक साड़ी टाँगपर सँ ससैर दुनू जाँघपर चलि एलैन। मुदा कोनो परवाह नहि...। धार टपलौं। पार भेला पछाइत कनियाकेँ जमीनपर ठाढ़ केलौं। साँस उखैर गेल छेलैन, नाक-कानमे पानि चलि गेल छेलैन। मुदा कनियाँक पएरक आड़त नइ घुएलै। ..आब अहीं कहू सरकार, हमरासँ बुड़िबक के?"

मंगल जोरसँ बाजल-

"नइ सरकार, धुर ई की कहत! ई की बुड़िबक हएत। सुनू हमर खिस्सा। सरकार, हमरा दूटा बौह छइ। रामपुरवाली आ श्यामपुरवाली। दुनू जुआने। देहो-दशा दुनूक खूब भरल-पुड़ल छइ। कियो केकरोसँ कथुमे कमी नहि। एकटा तँ बापे-माए कऽ देने रहए दोसर अपने पसिनसँ भट्ठेपर लटापटीमे करए पड़ल। तँए दुनू तँ मानए खूब मुदा दुनूकेँ पटाइन खेबे ने करइ। भरि दिन तँ केतौ-केतौसँ कमा-खटा कऽ आबी मुदा रातिमे सुतै काल फज्झैत भऽ जाए। खएर तहूले ने कोनो बात। एक दिनक गप छी। किसकारक समए छल। कितगर खेत भेने भजैतसँ हर कऽ कादो केलाक बाद रोपैन भिरहगर भऽ गेल से बड़ थाकि गेल रही। तँए रामपुरवालीकेँ कहलिऐ जे गइ रामपुरवाली, आइ बड़ थाकि गेल छियौ। से कनी रसुन-तेल पका कऽ सौंसे देह तेल-मालिश कर। रामपुरवाली सहए करए लगल। ओ ससुन तेल पका मालिश करए लगल। श्यमापुरवाली, जे ओसारपर बैस भानस करै छल, तीमन तँ भऽ गेल छेलै मुदा रोटी तबेपर छेलइ। रोटीकेँ उनटबैत चुल्हिमे सँ पजरले चेरा निकालि आगि-बबुला भेल श्यामपुरवाली ओतैसँ गारि दैत बाजल- 'हे गेइ सौतीन, मालिश तँ करै छिहीन मुदा तूँ अदहे देह मालिश करिहें, अपने हिस्साटा।

हमर हिस्सा छोड़ि दिहें नइ तँ खिचारि कऽ पिचारि देबौ। ..रामपुरवालीकेँ केतौ बरदास होइत, ओहो उतारा दैत कहलक- 'हे गइ सौतीन, तूँ बड़ जे साँएवाली भेलेँ हेन से आबि तूँ अपन हिस्सा बाँटि ले।' ..से सरकार आब अहाँकेँ की कहब, श्यामपुरवालीकेँ बरदाससँ फाजिल भऽ गेलइ। ओहो धधकैते चेरा चुल्हिसँ निकालि टीकसँ लऽ कऽ पोन तक बीचो-बीच दागि देलक। से सरकार ई जे पीठपर दगलाहा चेन्ह देखै छिऐ, से श्यामेपुरवालीक देल चिन्हासी छिऐ। से की कही सरकार, अपन हारल आ बौहक मारल। केकरो कि कियो कहै छइ। से श्यामपुरवाली ऊपरसँ निच्चाँ धरि दागि देलक मुदा हम 'आहो' तक ने केलौं। आ मासो भरि हरदी लगबैत रहलौं। आब अहीं कहू सरकार, जे बुड़िबक के?"

सरकार तँ माथपर हाथ लेने सोचमे पड़ि गेला।

ताबए फेर टोकि देलकैन-

"आब अहीं सभ कहू जे बुड़िबक के?"



शब्द संख्या : 1267

# सहोदर

महेशपुर गामक सिंघेसर बाबूक दरबज्जा, लोकसँ गदमिशान उठैत छल। एका-एकी हित अपेछित की, दुश्मनो धरि पहुँच गेल छल। की अपन की परार, बुझने ने जाइ छल। दरबज्जापर तँ तिलो धरि रखैक जगह नहि। तखनो लोकक ढबाहि भाइए रहल छल। उत्सुकतावश हमहूँ घरसँ बहार भऽ पता करए चाहलौं। जनतब भेल जे सिंघेसर बाबूक ओतए तँ डाका पड़ि गेलैन। मन केनादुन करए लगल। जिगेसा करैले हमहूँ हुनका घरपर पहुँचलौं। सिंघेसर बाबू महेशपुर गामक एकटा प्रतिष्ठित जमीनदार, सज्जन, सुशील एवं नीक पढ़ल-लिखल विद्वान। पढ़ि-लिखि सरकारी सेवामे ऑडिटरक पदपर अपन कर्मक निर्वहन पूर्ण जिम्मेदारीसँ करैत सेवा निवृत्त भेला। सेवारत् रहैत कखनो कहियो कुसऽकलेप नै लगल छेलैन। ऐ प्रकारे हुनकर सेवा काल इज्जतसँ निमहलैन।

अपने विद्वान रहने अपन दुनू बालक महेश आ दिनेशकेँ सेहो नीक शिक्षा दिऔलैन। बड़का सुपुत्र महेशकेँ पठा-लिखा, डाक्टर बना समाज सेवा आ स्वसेवाक अर्थ सेहो बरकरार रखलैन। 'स्व'क संग समाज सेहो डाक्टर साहैबक इलाज पाबि स्वस्थ्य आ खुशी छैथ। कखनो आ केकरो केनो तरहक गड़ू पड़लापर बिनु पाइक सेहो इलाज-बात कऽ महेश बाबू अपन आ अपन पिताक मान बढ़ौलैन। नीक क्लिनिक खोलि जन-कल्याणक लेल आ समाज सेवा सेहो अनवरत जारी रखलैन। डाक्टर

महेशक जश समाजमे खूब पसरए लगल आ नामक सोरहा सेहो। नामक सोरहा भेने दर-देहातसँ मरीज सभ खाटपर टाँगि-टाँगि आबए लगल। मरीज कनैत आबए आ हँसैत जाए। क्लिनिक नीक चलने नीक पाइक आमदनी सेहो हुअ लगलैन।

सिंघेसर बाबू अपन बराबरीक जमीन-जत्थाबला प्रतिष्ठित बेकती, एकटा उच्च विद्यालयक शिक्षकक प्रथम सुपुत्री, लक्ष्मीसँ डाक्टर महेशक कथा लगल। जहिना नाओं तहिना रूप लक्ष्मीक। नाओंक अनुरूप सर्वगुण सम्पन्न लक्ष्मी, महेशक अर्द्धांगिनी बनि महेशपुर एली। सिंघेसर बाबूक घरक लक्ष्मी दिन दुना आ राति चौगुना, पूजीत आ चर्चित भेली। लोको सभ बजैत-

> "लोके ने लक्ष्मी होइ छइ। जे लक्ष्मी सन पुतोहु जहियासँ सिंघेसर बाबूक घर एलैन, तहियासँ घर तँ साक्षात् लक्ष्मीक निवास स्थान भऽ गेलैन।"

सिंघेसर बाबूक दोसर लड़का दिनेश नाओंक अनुरूप सुरूज सन देदिव्यमान। जहिना देखए-सुनएमे सुन्दर तहिना गुणमे सेहो निपूण। नन्हियेँटासँ पढ़ए-लिखएमे बड़ तेजगर। अक्षरो तहिना सुन्दर होइ छेलइ। तेजगर रहने नेतरहाटमे नामांकन भऽ गेलइ। ओइठामसँ प्रवेशिका पास कऽ गाम आएल जे आगूक पढ़ाइ आनठाम जा करब। तीन-चारिठाम आदेवन केला बाद, नाओं लिखा गेलै आ पढ़ल-लिखए लगल। पढ़ैक क्रममे चौरानबेमे शिक्षक वहालीक प्रतियोगिता परीक्षाक आयोजन भेल जइमे दिनेश अपनो आ संगे अपन भौजी (डाक्टर महेशक पत्नी) केर फार्म सेहो भरलक। तेजगर तँ रहबे करए। आरो मन लगा तैयारी करए लगल। समए निकालि अपन भौजीकेँ सेहो परीक्षाक तैयारी करा देलकैन। दिअर-भौजाइ दुनू मिलि मनसँ तैयारी करए लगल। परीक्षाक तिथि प्रकाशित भेल। ससमए दुनू गोरे परीक्षा केन्द्रपर पहुँच परीक्षा देलक। परीक्षा नीक नहाँति भेल। कनीए दिनक बाद परीक्षाफल प्रकाशित भेल। दुनू गोरे पास केलक। संयोग एहेन अपने पंचायतक मध्य

विद्यालयमे निअमित शिक्षकक पदपर दुनू गोरे वहाल भेल। दुनू दिअर-भौजाइ पढ़ल-लिखल रहने बच्चा सभकेँ खूब मनसँ पढ़बए। बच्चो सभ खूब नीक नहाँति पढ़ए। नव-नव ज्ञान भेटने उत्साह बढ़ए लगल। कमीशनसँ एलाक कारणे आ कनीए दिनक बाद पुरना हेड मास्टरक रिटायर भेलापर दिनेशजी ओइ पदपर सुशोभित भेला। कुशल संचालनसँ विद्यालयकेँ चमका देलैन। नीक नाओं आ प्रतिष्ठा भेटए लगलैन। दिअर-भौजाइ एक्के मोटर साइकिलसँ विद्यालय अबरजात करए लगला।

लक्ष्मीक एकटा छोट बहिन रूपा नामक अनुरूप तेतबे गुणवती आ शीलवती। शिक्षकक पुत्री रहने रूपा सेहो नीक नहाँति पढ़लैन-लिखलैन। भौजीक गाम जात-अबरजात रहने दिनेश आ रूपाक भेँट-घाँट होइते रहइ। जे हँसी-मजाकसँ आगू बढ़ि प्रेमक रूप लऽ विकसित हुअ लगल। दुनूकेँ एक-दोसराक लेल बेचैनी। दिनेमे सपना देखब, भूख नै लागब, प्यास हरा जाएब, आँखिसँ नीन पड़ा जाएब इत्यादि शुरू भऽ गेल। ऐ प्रेमक महक सभसँ पहिने लक्ष्मीकेँ लगलै। लक्ष्मी ओकर सुगन्ध डाक्टर महेशकेँ कानमे दऽ सिंघेसर बाबूकेँ जनौलैन। सिंघेसर बाबू उचित समए पाबि सभ बात अपना समैध मास्टर साहैब लग रखि, घरक इज्जतकेँ इज्जत बुझि नीक दान-दहेज दऽ नीक बरियाती साजि रूपा आ दिनेशकेँ परिणय सूत्रमे बान्हि, जिनगीक बाट देखा चलबाक प्रेरणाक संग आशीरवचन दऽ संग जीबाक-मरबाक असीरवाद देलैन।

बड़-बढ़ियाँ बड़-सुन्दर एक-दोसराक जिनगी चलए लगल। सबहक जिनगी सरसपूर्ण छल। एमहर दुनू भाँइ आ ओमहर दुनू बहिन। दुनू बहिन सभ दिन बहिने रहली, कहियो दियादिनी नहि। शुरूओमे जहिना रूपा लक्ष्मीकेँ दीदी कहैत आबि रहल छलि, तहिना दीदी कहैत रहलि। आ लक्ष्मी सेहो कनियाँ आकि फल्लाँ गामवाली नै कहि रूपाकेँ रूपे कहैत रहलि।

परिवारक उन्नति दिन-दूना आ राति-चौगुणा होइत रहल। एमहर दुनू सहोदर भाए आ ओमहर सहोदर बहिन, परिवार परिवार नै बुझू जे

सत्युगी सृष्टिक उदाहरण बनि चूकल छल। परोपट्टामे एकटा आदर्श परिवारक रूपमे सिंघेसर बाबूक परिवारक चर्च होइत रहै छल। बाल-बच्चाक हँसी-खुशी देख सिंघेसर बाबू सेहो हरिदम अह्लादित रहै छला। हुनको अपन सन्तानपर गर्व होइत रहैन। समए बितैत गेल कालक्रमे सेवा निवृत्त भऽ, तीन दशक खेपि सिंघेसर बाबू सेहो ओइ धड़ा-धामकेँ छोड़ि परमधाम चलि गेला। आ ओ छोड़ि गेला अपना पाछू दुनू सुपुत्र दूटा पुतोहु आ पोता-पोतीसँ भरल-पुड़ल परिवार।

पिताक मुइला पछाइत डाक्टर महेश एकटा पूर्ण गारजनक निर्वहन करए लगला। कुशल माली सद्दश परिवार रूपी बगियाकेँ सिंचए लगला। हुनक सिनेहक छत्र-छायामे ओ परिवार दिन-दुना आ राति-चौगुण फड़ए-फुलए लगल। किनको कथुक अभाव नहि। प्राय: परिवारक तीन-तीनटा सदस्य सरकारी सेवामे बाल-बच्चा सभ सेहो नीक पब्लिक स्कूलमे पढ़ै-लिखै छल। कालक्रमे सभ अपन-अपन कर्मपर कर्मयोगी भऽ निष्ठापूर्वक ओकर निर्वहन करै छला। मुदा काल्हि की हेतै से कियो ने जानि रहल छल। एक भाँइ डाक्टर तँ दोसर मास्टर। दिनेश जे सभ दिन पूर्णरूपेण स्वस्थ्य छल, कहियो कोनो खराप बिमारीक छाँहोँ ने देखने आ ने सुनने। मुदा एकाएक कौल्हकी राति छातीमे कनी दर्द उखड़लै आ औक सेहो करए लगलै जइसँ उनटा साँस चलए लगलै। घरमे अफरा-तफरी मचि गेल। डाक्टर महेश दौगल आबि आला लगा जाँच-परताल केलैन। शंका भेलैन, उचित सलाह लइले आवश्यक दवाइ दऽ गाड़ीसँ राता-राती दरभंगा बिदा भेला। मुदा विधाताकेँ तँ किछु औउरे मंजूर छेलइ। अदहो रस्ता ने तँ गेल हेतै आकि दिनेशक पराण छुटि गेलइ। भौजी जे दिनेशक माथ अपना जाँघपर रखने छेली सेहो एकाएक ओंघरा गेल। बुझू जे डाका पड़ि गेलइ। जुआनी मौगैत भऽ गेलइ। डाक्टर महेश लहास लऽ रस्तेसँ गाम घुमि गेला। लहास दरबज्जापर अबिते समुच्चा परिवार हाक्रोश करए लगल। बाल-बच्चा अहुरिया काटए लगलै। टोला-पड़ोसाक लोक सभ जनिजातियो सभ कानए-खिजए

लगल। मुदा ओ की आब घुमि कऽ आबएबला छेलइ। दिनेश तँ सभसँ अपन रिस्ता-नाता तोड़ि जेतएसँ आएल छल तेतए चलि गेल। मृत शरीरक लेल मृत शरीरपर सभ अहुरिया काटि रहल अछि। राता-राती समाज सभ मिलि ओइ मृत शरीरकेँ डाहि-जारि घुमि घर अबै गेला।

परात भेलापर लोकक करमान सिंघेसर बाबू दरबज्जापर लगल छल। सबहक आत्मा दिनेशक लेल कुही भऽ रहल छल। सबहक आँखि अश्रुपुरीत। के केकरा सन्तोख देत। डाक्टर महेश बौक भेल मुरूत जकाँ दरबज्जापर बैसल। आँखिसँ दहो-बहो नोर बहि रहल छल। विचित्र दारूण दुखक दृश्य छल। कियो किछु ने बजैत। किछु फुरबे ने करै। घुमती काल एक्केटा वाक्य लोकक मुहसँ निकलै-

> "भगवान डाका दऽ देलकै। दिनेश केकर की बिगाड़ने रहइ। उमेरे की भेल रहइ।"

डाक्टर महेशक बेथाक तँ कथे ने पुछू रहि-रहि मुहसँ एक्केटा बात निकलै-

> "सहोदर... दिनेश...। ऐसँ नीक होइतै ओ जीबतए..., हमहीं मरि जइतौं...। मुदा ओ हमरा सहोदर नै बेमातर बना कऽ चलि गेल...। हम तँ सहोदरे छेलिऐ। सहोदर बनि रहितए...। आब के हएत हमर सहोदर..?"



शब्द संख्या : 1119

# कुकर्मा

मिथिलांचलक राजधानी जिला मधुबनीक धरमपुर गाममे एकटा प्रकाण्ड विद्वान ज्योतिषी रहै छला। ज्योतिषी विद्यामे एकदम निपुण जइसँ भूत, वर्त्तमान आ भविसक नीक ज्ञाताक रूपमे जानल जाइ छला।

एक दिन मधेपुर प्रखण्डक लौफा गामसँ सत्य नारायण भगवानक चौपहरा पूजा करा सबेरे-सकाल गाम अबै छला। बाटमे, जोरला गाम जखन एला तँ देखलैन। हाइ स्कूल जोरलाक पाछू बहैत मरता धारमे एकटा नरमुण्ड धारक कातमे राखल छइ। जैपर लिखल छेलै-

> "किछु कर्म भऽ गेलै आ किछु बाँकी अछि। एकटाक जनम आ तीनक मृत्यु।"

ज्योतिषीजीकेँ हरलैन ने फुरलैन, नरमुण्डकेँ उठा झोरामे रखि लेलैन। घर आबि चुपचाप, एकटा उज्जर कप्पासँ बान्हि, चिनवारमे खोंसि देलैन। मुदा पण्डिताइनकेँ ऐ सम्बन्धमे किछु ने कहलकैन। एक-आध दिनक बाद पण्डिताइनक नजैर ओइ उज्जर कप्पापर पड़लैन। सोचैथ आखिर की बात छिऐ जे आन दिन जे किछु ज्योतिषीजी लाबैथ तँ हलसि कऽ कहैथ जे पण्डिताइन ई लिअ उ लिअ, हे एकरा राखू ओकरा उसारू। मुदा...।

पण्डिताइनकेँ हरलैन ने फुरलैन ओ जिज्ञासावस कप्पामे बान्हल-नरमुण्डकेँ उताइर कऽ देलखिन, नरमुण्ड देखते बताहि भऽ गेली आ

तामसे ओइ नरमुण्डकेँ उक्खरिमे दऽ समाठ लऽ बढ़ियाँसँ कुटि बुकनी-बुकनी कऽ देलैन।

..एकटा शीशीमे ओइ बुकनीकेँ भरि भनसा घरक चारमे खोंसि देलैन। आ सगर पोखैरमे एकटा मात्र पोठी जे कहबी छै, अति सुन्नैर नाओं सुनयना वएस सोलह बरख अपन बेटीकेँ कहलैन-

> "ऐ शीशीमे माहुर अछि। एकरा कियो ने छुऐ आ ने खाए, जौं खएत तँ मरि जाएत।"

सुनयना नामक अनुरूप ओतबे सुन्नैर। बेस गोरि-नारि नमगर-छड़गर-पोरगर केराक वीर जकाँ कोमल आ सुन्दर। सोल्हम साउन पार केने, अनेरे आँखियोक भाषासँ गप करैवाली। सुनयनाक आँखिमे धार तेहेन जे बिनु कटने आँखिसँ घाएल करैवाली। दिन-राति प्रेमक बोखारमे बौआइतो मुदा ज्योतिषीक मर्यादाकेँ अखन धरि बँचौने। उमेरक संग जे लांछन होइ छै से एक-कान-दू-कान होइत पण्डिताइन आ ज्योतिषीजीक कानमे पहुँचए लगल। कहबियो ठीके छै जे बेटी जखन जुआन होइ छै तँ घरबैयाकेँ बादमे मुदा बहरबैयाकेँ पहिने पता लागि जाइ छइ।

टोल-पड़ोसक लोक काना-फुसी करए लगल जे पण्डिताइनक बेटी तँ फल्लमाक बेटासँ बुढ़िया गाछीमे गप-सप्प करै छेलइ। एक-आध दिनक बाद फेर कियो गप उखारि दइ जे ज्योतिषीजीक बेटी तँ अरूण डाक्टरसँ हँसि-हँसि कऽ काली स्थानमे गप करै छेलइ।

एक दिन सुखेतोवाली कनियाँ बाजल छेली जे पण्डिताइनक बेटी रामदेब बाबूक खेतमे बदामक साग तोड़ै छेलइ। हुनक मझिला बेटा आड़िपर ठाढ़ भऽ रेडी बजबै छेलै आ बड़ी काल धरि दुनू गोरे हँसि-हँसि कऽ गप-सप्प करै छेलइ। अर्थात् एक-आध दिनक पछाइत सुनयनासँ जुड़ल कोनो-ने-कोनो गप-सप्प चलिते रहै छेलइ।

ज्योतिषीजी बेटीक ई किरदानी सुनि सत्य नारायण भगवानकेँ कहथिन-

> "हे भगवान एक तँ एकटा कुलकन्या देलह, तहूपर एतेक मानि हानिक गप! ऐ सँ तँ खनदानक बड़ हानि भऽ रहल अछि। ऐसँ तँ नीक होइत जे सुनयना जहरो-माहुर खा लइतए आ ऐ दुनियाँसँ उठि जइतए।"

ई गप बुझू जे हरिदम ज्योतिषीजीक मुहसँ निकलैत रहै छेलैन। सुनयना एक दिन सुनलक, दोसर दिन सुनलक आ तेसर दिन जखन सुनैत-सुनैत बरदाससँ फाजिल भऽ गेलै तँ सोचलक जे भनसा घरक चारमे माए तँ माहुरक एकटा शीशी खोंसि रखने अछि। से आइ उ माहुर खा अपन प्राण तियागब। सुनयना ओइ राति सएह केलक।

मुदा ओ तँ जहरक शीशी छल नहि। छल तँ ओइ नरमुण्डक चूर्ण जैपर लिखल छेलै, किछु भऽ गेल आ किछु बाँकी..।

जे खएलासँ सुनयना मरल तँ नै मुदा गर्भवती जरूर भऽ गेली। आब तँ दिन बितल, मास बितल। एक-कानसँ-दू-कान गुल-गुल हुअ लगल जे ज्योतिषीक बेटी तँ आब पेटसँ छइ। एत्ते दिन कहै छलिऐन तँ ज्योतिषीजी आ पण्डिताइन मुँहपर माछियो ने बैसए दइ छल। बिसबासे ने होइ छेलैन। आब देखथुन अपन बेटीक किरदानी। जे 'बापक दुलारू धिया दूरि गेली दूरि गेली, आ माथापर तम्मा लऽ कऽ उड़ि गेली उड़ि गेली..।'

..आब देखथुन जे बेटी केहेन कुलबोरैन छैन। देखते-देखते नअ मास बितल आ सुनयना देलैन एकटा अति सुन्दर बालकक जनम। जेकर भाग्यक रेखा किछु औरे कहि रहल अछि। मुदा पण्डिताइन आ ज्योतिषीजी ओकर नाओं रखलैन 'कुकर्मा'।

एक दिनक गप छी। जे ओइ राज्यक रानीकेँ माछ खएबाक मन भेलैन। राजाक आदेश भेल, मलाह बजौल गेल। नीकसँ-नीक माछ मारबाक आदेश दऽ देल गेल। संयोग एहेन जे कनीए कालमे निक्के माछ ऊपर भेल। मलाह राजाक आदेश पाबि सोझे रनिवास धरि गेल आ

रानीकेँ हाक देलकैन। हाक सुनि रानी महलसँ बाहर एली। तँ देखै छैथ जे आँगनमे बड़ सुन्दर माछ राखल अछि। मुदा माछ देख जेतबए मन प्रसन्न भेलैन मलहाकेँ देख मन तेतबे दुखी। किएक तँ मलहा रानीकेँ देख लेलकैन। रानीकेँ तँ तामसे मन माहुर-माहुर भऽ गेलैन। मनमे उठलैन जे केहेन मुरूख राजा छैथ जे हमर इज्जतकेँ इज्जत नै बुझि जेकरे-तेकरे महलमे पठा दैत छैथ। ई तँ नीक बात नै भेल। आ तामसे मलहाकेँ, अनाप-सनाप बजैत धक्का दऽ बाहर करबा देलकैन। आँगनमे जे माछ राखल छल। ई सभ खेला देख जखन बर्दास्त नै भेलै तँ ओ माछ हँसि पड़ल। आब तँ रानीकेँ कोनो अर्थे ने लगैन जे माछ हँसल तँ किए? आब रानी राजाकेँ कहलैन-

> "ई माछ हँसल किए, से कहू नहि तँ हम अन्न-पानि तियागि देब।"

रानीक गप सुनि राजाकेँ किछु फुरबे नहि करैन। असमंजसक स्थितिमे आबि राजा भरि राज्यमे ढोलहो दिआ देलखिन जे रानीकेँ देख माछ किए हँसल?

..जे ई बात बता देत ओकरा भरपुर इनाम भेटत अन्यथा छअ मासक जहल दऽ देल जाएत।

राज्यक पैघसँ पैघ विद्वान, पण्डित, ज्योतिषी लोकैन एला। दरबार लगल। मुदा माछ किए हँसल रहए से कारण कियो ने बता सकला। जइ कारणे हुनका सभकेँ छअ मासक जहल दऽ देल गेलैन। अन्तमे धरमपुरक ज्योतिषीजी बजौल गेला। अबेर भेने ज्योतिषीजी राजाकेँ समाद पठा देलैन जे आइ तँ आब अबेर भऽ गेल तँए आइ नहि, काल्हि तरगरे आएब।

प्रात भने ज्योतिषी स्नान-धियान कऽ चानन-ठोप दऽ बिदा भेला राज-दरबार दिस। कुकर्मा जे बथानपर मालक थैरमे खेलाइ छल, देखलक जे ज्योतिषीजी चलला राज-दरबार दिस। कुकर्मा बाजल-

"नाना, यौ नाना केतए जाइ छिऐ? हमहूँ जाएब यौ नाना।"

ज्योतिषीजी अनेक प्रकारे कुकर्माकें फुसलौलैन। मुदा तखनो कुकर्मा बात मानक हेतु तैयार नहि। एक्केटा जिद्द धेने जे आइ हमहूँ जाएब अहाँ केतए जाइ छिऐ।

हारि-थाकि ज्योतिषीजी बजला-

"राज-दरबार।"

"किए?" -कुकर्मा बाजल।

ज्योतिषीजी कहलखिन-

"रानीकें देख माछ किए हँसल, राजा ऐ रहस्यकें जानए चाहै छैथ। जे सही उत्तर देथिन तेकरा उचित इनाम भेटतैक अन्यथा छअ मासक जहल। से तूँ अखन धिया-पुता छह, नै जाह।"

मुदा तैयो कुकर्मा मानैले तैयार नहि। फेर बाजल-

"नाना अहाँ बुतै ऐ बातक जवाब नइ देल हएत। अहाँकें तँ ई बुझले नइ अछि जे हमर माए कोन कुकर्म केलक आ तइ दुआरे हमर नाओं कुकर्मा राखल गेल। की अहाँ वा कियो देखने छेलिऐ? से नै तँ अहाँ राजाकें जबाक की देबइ। अहाँ हमरा नेने चलू राजाकें हम जवाब देबइ। नै तँ अहाँकें छअ मासक जेल हेबे करत।"

ज्योतिषीजी कुकर्माकें संग कऽ लेलैन। पहुँचला राज-दरबार। दरबार लगल। प्रश्नक संग शर्त राखल। सुनि ज्योतिषी बजला-

"ई छोट-छीन प्रश्न हमरासँ नै पुछल जाए। एकर जवाब हमर नाति कुकर्मा देत।"

राजा एक दिस कुकर्माकेँ देखैथ तँ दोसर दिस प्रश्नक जटिलताकेँ। मनमे भेलैन जे आइ दुनू गोटाकेँ जलह लिखले छैन। प्रश्न सुनि कुकर्मा बाजल-

"राजा साहैब, ऐ प्रश्नक रहस्यकेँ नहियेँ बुझू तहीमे कल्याण अछि।"

मुदा राजाक जिज्ञासा बढ़िते गेल। अन्तमे राजा आदेश पाबि कुकर्मा बाजल-

"राजा साहैब, अखनो सोचि लिअ। भलाइ अहीमे अछि जे नै बुझियौ। अन्यथा अकल्याण निश्चित।"

मुदा राजा बातकेँ मानैले तैयारे नै होथि।

तखन कुकर्मा बाजल-

"जौं अपने ऐ रहस्यकेँ बुझबे करब तँ रानीकेँ राज-दरबारमे बजौल जाए।"

राजाकेँ आदेश पाबि रानी आ हुनक दुनू दाइ सेहो बजौल गेल। कुकर्मा बाजल-

"राजा साहैब, दस हाथक दुरीपर दूटा खम्हा गारल जाउ। आ भरि जाँघ ऊपरमे एक खम्हासँ दोसर खम्हामे एकटा मजगूत रस्सी बन्हबा देल जाउ।"

तहिना कएल गेल। ओकर बाद कुकर्मा रानीकेँ कहलक-

"रानी, आब अहाँ ऐ रस्सीकेँ फानू।"

रानी रस्सीकेँ फानि गेली। तेकर बाद रानीक संग आएल एकटा दाइकेँ कहलक जे आब अहूँ ऐ रस्सीकेँ फानू। दाइ फानए लगल। तखने कुकर्मा हुनक साड़ीक एकटा खुट पकैड़ लेलक। दाइ फानल सारी खुजि गेल। भरल दरबारमे दाइ चिन्हार भऽ गेली जे ओ दाइक रूपमे मौगी नै

सरापि ने दथि। सेवक धड़फड़ा कऽ बाबाक पएरपर खसि पड़ल। आ माफीपर माफी मांगए लगल। बाबा माफ करि देल जाउ गलती भऽ गेल आब एहेन गलती हमरासँ ऐ जनममे नै भऽ सकैए। मुदा बाबा अपनाकेँ बँचबैत बाजल-

‘तूँ जे गलती केलँह से केलँह मुदा तोहर जे बच्चिया छौ से हमरा संग अभद्र बेवहार केलकौ तँए हम आब घुमि कऽ तोरा घर जा नै सकै छियौ। शर्त एकटा छौ जँ तूँ काठक सन्दूक बना जीवितेमे ओइ बच्चियाकेँ ओइमे रखि धारमे भँसिया देबही तँ हम घुमि कऽ तोरा घर जा सकै छियौ। सेवक तँ लाजे माटिमे गड़ि गेल जे हमर बेटी केहेन कुलकलंकनी अछि। ओ शर्त गछि लेलक। बाबा संग घुमि कऽ घर आएल। घरपर आबि कमराकेँ बजा सन्दूक बना ओइमे अपन बेटीकेँ बन्न कऽ धारमे भँसिया देलक। आब तँ बाबाक मनक मुराद पूरा भऽ गेल। सोचलक, से नै तँ ई सन्दूक भँसियाइत अपना स्थान दिस जेबे करत तँए जल्दीसँ जल्दी एतएसँ चली।

औगताइत सेवककेँ कहलक जे से नै तँ आब जे किछु खुएबह से खुआबए हम चलबह। धड़फड़ेमे असिद्ध भोजन, दही-चूड़ा-चीनीक इंजाम भेल। बाबा भरि पोख खा अपना कुटी दिस लफरल बिदा भेल। स्थानपर आबि चेला सभकेँ कहलक जे धारमे एकटा सन्दूक भँसियाइत अबै छौ ओइमे भगवती छथिन से जा कऽ नेने आबह, रातिमे हमरा वरदान देथिन। चेला सभ सन्दूकक भाँज लगबए लगल। ओमहर ओ सन्दूक जे भँसल अबै छल तैपर एकटा राजाक बेटाक नजैर पड़लै जे जंगलसँ शिकार कऽ एकटा बाघकेँ जालमे बझा नेने अबै छल। ओ अपना सैनाकेँ आदेश देलक जे ओइ सन्दूककेँ ऊप्प करू। सन्दूक ऊपर कएल गेल। खोललापर देखलक जे ऐमे तँ इन्द्रक परी सन एकटा लड़की अछि। ओकरा सन्दूकसँ निकालि अपना संग केलक। आ बाघकेँ ओइ सन्दूकमे बन्न कऽ जालकेँ काटि धारमे भँसा देलक। एमहर नदीमे

भँसियाएल सन्दूकेँ अबैत बाबा संग चेला सभ खुश। लगमे एलापर सभ कियो मिलि सन्दूककेँ ऊपर केलक। आ लऽ कऽ कुटीमे रखि आएल।

बाबाक मन सन्दूक देख चपचप आ लपलप करनि। खने कुटीसँ बाहर अबैथ आ खने भीतर। चेला सभकेँ कहलखिन, तों सभ एकटा बात धियानसँ सुनह जे भगवती आइ रातिमे वरदान देथिन। से अधोरात्रीमे। तखन हम जे कोनो तरहक अवाज निकाली, कानी-खीजी आकि हल्ला करी तँ से तूँ सभ नै अबिहह नै तँ हमर जीवन भरिक तपस्या निसफल भऽ जाएत।

...सबेरे सकाल भनडाराक आयोजन भेल। बाबाक संग सभ चेला पौलक। आ अपन-अपनपर विश्राम करए गेल। बाबा तँ इमहर ताकेमे रहैथ। निशोडण्ड राति बाबा कुटीमे प्रवेश केलैन। केबाड़-खिड़कीमे बिलैया भरि जा कि सन्दूक खोललैन आकि बघबा तँ...। एक तँ भरि दिनक भूखल रहबे करए, बाबापर झपटल। बाबाकेँ पकैड़ गरदैन मचोरि, सीना फाड़ि अँतरी-भोंतरी निकालि भरि मन खून पीब, भरि इच्छा मासु खा पड़ाएल जंगल दिस।

...परात भेलापर चेला सभ देखलक, जे बाबा तँ भगवतीक वरदान भरि इच्छा पौलैन। बाबाक अधखरू लहास उठा ओही नदीमे फेक देलक। से रइ चेला मुरती, तूँ जे देखलेँ ओइ नदीमे भँसैत लहासकेँ से चेला ओही बाबाक किरदानीक उदाहरण छिऐ। से बुझलीही। चेला मुरती बाजल, बाबा हौ बाबा! तोरा मानि लेलियऽ हौ जे तूँ सुच्चा बाबा छहक आ हम तोहर चेला। बाबा लक्ष्मी दास कहलखिन, चेला! आबो चल, कहबी छै जेहने करनी तेहने भरनी।”



शब्द संख्या : 982

# सभ किछ निअमसँ करू

भखरौली गाममे दू भाँइ जेकर नाओं सुरैत आ मुरैत। दुनू भाँइ भक्ति-भाव, सेवा-वन्दीमे नीक जकाँति लगल रहै छल। जखने कोनो गुरु-गोसाँइ अबैथ तँ दुनू भाँइ खूब मनसँ सेवा भाव करए। सेवामे केतौ केनो कमी नै रहि जाइ, एकर खियाल हरिदम रखै छल। दुनू भाँइमे मेलो-मिलान खूब रहै छल। मुदा एकटा गप एकदम भिन्न छेलै जे दुनू भाँइक गुरु-गोसाँइ माने सरकार अलग-अलग रहथिन। एक दिनक गप छी जेठ महिना छल, कराचूर गरमी, असमानसँ बुझू आगि बरिस रहल छल। जेठका भाय सुरैतक सरकार एलखिन। बाले-बच्चे मिलि सरकारक वन्दगी-भावमे लगि गेल। मुदा सरकार देखलैन जे मुरैत सेहो सेवा-भावमे लगल अछि। जखन कि ओकर सरकार अलग छइ। मुरैत तँ ओइ सरकारक सेवकान नहि। तँए सरकार बिगड़ैत कहलखिन-

> "सुरैत! सुनू! एना धड़फड़-धड़फड़ जुनि करू। अरे जे किछु करबाक हुअए से निअमसँ करू। सभसँ पहिने असलानी चौकी लाउ।"

सुरैत झट दऽ असलानी चौकी अनलक। तब फेर सरकार बजला-

> "दोकानसँ एकटा लबका साबुन लाउ।"

सुरैत लपैक कऽ दोकानसँ एकटा साबुन अनलक। पछाइत सरकार बजला-

"पहिने दस बाल्टीन जल इनारपर भरू।"

जल भरल गेल। सरकार दसो बाल्टीन पानिसँ भरि मन स्नान केलैन। पछाइत गम्छासँ रगैड़-रगैड़ देह-हाथ पोछि आसन जमौलैन। पछाइत चरण खटियौल गेल। धूप-आरती भेल। सरकार बजला-

"से नै तँ आब दू लोटा शर्बत झब दऽ बनाउ। किएक तँ सभ काज निअमसँ करू।"

बनौल गेल। सरकार आ अगुआ साहैब दुनू गोरे गटाक-गटाक भरि पोख शर्बत पीलैन।

एमहर मुरैत अपना आँगनमे बैस एकटा काँपीपर ई सभटा निअम लिखि रहल अछि जे कोनो काज करी तँ निअमसँ करी। तेकर बाद दू घन्टा भजन-भाव भेल। पछाइत पंगहैतक आग्रह भेल। पंगहैतमे प्रयाप्त दही, चूड़ा, चिन्नी आ केराक बेवस्था मुरैत केने छल। बेस नीके नहाँति सभ किछु पौलैन।

पछाइत सरकार आराममे गेला। परात भने डोलडालसँ एला पछाइत दू घन्टा धरि भजन चलल। फेर आरो-आरो संत-महात्मा रूपी बाबा सभ भनडारा पौलैन।

आ करीब चारि बजे उचित बर-विदाइ दऽ सुरैत सरकारकेँ बिदा कऽ अपन गामक सिमान टपा बेरमा दिस दऽ आपस भेला। किछुए दिनक बाद माघ मासक जड़कला समैमे मुरैतक सरकार एलखिन। सौंझका पहर। माघ मास। जाड़े सबहक हाड़ कपैत। सरकारकेँ वस्त्रोक अभावे। जाड़े थर-थर कँपैत रहैन। अबिते सरकार आदेश फेकलखिन-

"मुरैत, तहन सभसँ पहिने धुनी रमौल जाए।"

मुरैत बाजल-

"हँ हँ सरकार। तखन जे किछ सेवा करब। से निअमसँ करब। निअम नै तोड़ल जाए।"

मुरैत अपना बचबा भगैतकेँ हाक दैत कहलक-

"सभसँ पहिने असलानी चौकी लाबह।"

चौकी आनि इनारपर राखल गेल आ दस बाल्टीन जल सेहो भरल गेल। दोकानसँ मुरैत अपने लबका साबुन लबलक। लाबि कऽ सरकारकेँ कहलक-

"तखन सरकार चलू असलान कऽ लेल जाउ। किएक तँ सभ किछु निअमसँ हेबक चाही।"

एमहर सरकार कहथिन-

"हौ मुरैत, जाड़ होइए हौ। आगिक बेवस्था करह। धुनी रमौल जाए।"

मुरैत बाजए-

"नै सरकार, सेवा एना नै होइ छइ। सेवा हमरा निअमसँ करऽ दिअ।"

एहमर सरकार जाड़े थरथराइ। देह कँपकँपाइत। ओहमर मुरैत ऊपरसँ बाल्टीनक बाल्टीन जल सरकारक देहपर ढारि रहल अछि। सरकार कहथिन-

"हौ मुरैत, हौ भेलै हौ। छोड़ह ई सभ। हौ भाभट समटऽ।"

मुरैत बाजए-

"नै सरकार, हमरा सेवा निअमसँ करऽ दिअ। सेवा आ वन्दगी-भाव निअमसँ हेबक चाही।"

सरकार जाड़े थरथरा रहल छैथ। चिचिआ-चिचिआ कहि रहल छैथ। मुदा मुरैत रगैड़-रगैड़ सरकारक मोलि छोड़बैत बाल्टीनक-बाल्टीन पानि ढारि असलान करा रहल अछि।

सरकार बाजैथ-

"हौ मुरैत, हौ भेलै हौ आबो छोड़ह।"

मुदा मुरैत सरकारक सेवा वन्दगी-भाव निअमसँ कऽ रहल अछि। पछाइत सरकारकेँ आसनीपर आनि भगैतकेँ झब दऽ दू लोटा शर्बत अनलक। सरकारकेँ नै नै करितो लाचारीमे दुनू लोटा शर्बत पीबए पड़लैन। सरकारक तँ जान बुझू अवगरहमे। तूरत पंगहैतक इंजान कएल गेल। एक तँ माघ मास तैपर सँ दही-चूड़ा चिन्नीक इन्तजाम। सरकार पंगहैतक लेल बजौल गेला। आसन लगा मुरैत सरकारकेँ मुट्ठी एक चूड़ा आ छाँछियो भरि दही चूड़ापर उझैल आसेर चिन्नी खसौलक। सरकार जे दहीपर हाथ फेरलैन तँ जाड़े छिहुल उठला। एक तँ माघ मास, दसो बाल्टीन पानिसँ असलान तैपर सँ दू लोटा शर्बत आ तैपर सँ चही-चूड़ा-चिन्नीक पंगहैत। आह! सरकारक तँ हालते खराप। सरकारकेँ जैयो ने खा होनि तैयो आग्रह करि करि भोजन करबैन।

अन्ततः खाइते-खाइते सरकार ओतै टगि गेला। सभ उठा-पुठा सरकारकेँ आसनीपर आनलक। मुदा सरकार तँ ताबे प्रकृतिक निअमानुसार संसार छोड़ि चूकल छला। एमहर मुरैत सेहो निअम तोड़ैले तैयार नै किएक तँ ओकरा माथामे एक्केटा बात घुमै छेलै जे वन्दगी-भाव जे किछु करू से सभ किछु निअमसँ करू। कहू तँ केतेक उचित?

◌

शब्द संख्या : 695

# छुतहर

सिमराक शिवनन्दन बाबूक दोसर बालक राजाबाबू, नाओंक अनुरूप राजकुमारे सन लगै छल। बेस पाँच हाथ नमहर, गोर-नार, भरल-पूरल देह, पहिरन-ओढ़न सेहो राजकुमारे सन। विधाताक कृपासँ हुनक पत्नी देखए-सुनएमे सुन्दरि। मध्यम वर्गीए परिवारमे जनम। नैहर सेहो भरल- पूरल। राजाबाबूक बिआह नीक घरमे भेल। कोनो तरहक कमी नहि। जेते जे बरियाती गेल रहैथ, सभ कियो खान-पानसँ प्रसन्न रहैथ। बड़-बढ़ियाँ घर-परिवार छल।

राजाबाबू बिआहक पछाइतो अध्ययन जारीए रखलैन। नीक-नहाँति पढ़ैले पटनामे नाओं लिखा डेरा रखलैन। छुट्टी भेलापर गामो चलि अबै छला। गाड़ी-सवारी भेने गाम आबए-जाएब कठीन नै छल। अहीक्रममे राजाबाबूकेँ पहिल सन्तानक रूपमे एकटा बालक- अनील आ एकटा कन्या सुधाक जनम भेल। माए-बापक अनुरूप दुनू बच्चो तेतबए सुन्दर छल। क्रमश: दुनू बच्चाक टेल्हुक भेलापर ज्ञानोदय झंझारपुरमे नाओं लिखा देलखिन। बच्चा सभ ओतै रहि पढ़ए-लिखए लगल।

एमहर पटनामे रहैत राजाबाबूक संगैत खराप हुअ लगलैन। जइसँ ओ दोस्ती-यारीमे पीबए लगला। एक दिनक गप छी, गाम एलाक बाद अधरतियामे जोरसँ हल्ला भेल जे राजाबाबू पेटक दर्दे चिचिया रहल छैथ। रातिक मौसम देख गामक डाक्टर बजौल गेला। सुइया-दवाइ दऽ आगू बढ़ैक सलाह देलखिन। बिमारी उपकले रहैन। पत्नी विशेष जतनसँ

पथ-परहेजसँ राखि दुइए मासमे दुखकेँ कन्ट्रोल कऽ लेलैन। एमहर राजाबाबूक मन ठीक होइते फेर जिद्द कऽ पटना चलि गेला। परिकल जीह! केतौ मानल जाए, पुन: वएह रामा-कठोला। गाम आबैथ आ भैया जे पाइ दैन आकि नै दैन तँ पत्नीए-क गहना-जेबर बन्हकी लगा-लगा पीबए लगला। कहबियो छै चालि-प्रकृत-बेमए ई तीनू संगे जाए।

छओ मास ने तँ बितलै आकि वएह पुरने दुख राजाबाबूकेँ उखड़लैन। मुदा ऐबेरक दर्द बड़ तीव्र छल। सुतली रातिमे राजाबाबू अपना बिछौनपर छटपटए लगला। पेट पकड़ने जोड़-जोड़सँ चिचियए लगला। निसिभाग राति रहने हो-हल्ला सुनि लोक सभ जागल। लोकक लेल अँगनामे करमान लगि गेल। दर्दक मारे राजाबाबू पलंगपर छटपटा रहल छला। एकबेर बड़ी जोड़सँ दर्दक बेग एलै आ राजाबाबू खूनक उन्टी करैत सदा-सदाक लेल शान्त भऽ गेला।

अँगनामे कन्ना-रोहट उठि गेल। टोल भरिक लोक सभ जागि गेल। मुदा राजाबाबू तँ सभसँ रिस्ता–नाता तोड़ि परमधाम चलि गेल छला। परात भेने बिना बजौने सभ आदमी मिलि बाँस काटि, तौला-कराही, सरर-धूमन आ गोइठापर आगि दऽ राजाबाबूक पहिल सन्तान अनील हाथमे दऽ अपने आमक गाछीमे राजाबाबूकेँ डाहि-जारि सभ कियो घर घुमला।

कौल्हुका राजाबाबू आइ अपन महलकेँ सुन्न कऽ पत्नीकेँ कोइली जकाँ कुहकैले छोड़ि चलि गेला।

पत्नीक वएस मात्र पचीसेक आस-पास, सन्तानो तँ मात्र दुइयेटा। मुदा अपन कर्मक अनुसार आइ कोइली बनि कुहैक रहल छैथ। काल्हि तक जे सोल्हो सिंगार आ बत्तीसो आवरण केने साक्षात् राधाक प्रतिमूर्ति मेनका आ उर्वशी सुन्नैर छेली ओ आइ उज्जर दप-दप साड़ी पहिर कुहैक रहल छलि। केतए गेलैन भरि हाथ चुड़ी, केतए गेलैन भरि माङ सेनुर...।

सभटा धूआ-पोछा गेल। केकरो साहसे ने होइ जे सामने जा बोल-भरोस हुनका दैत। समुच्चा टोल सुनसान-डेरौन लगैत। तही बीच छह मास धरि ओकर कुहकब केकरा हृदैकेँ ने बेधि दैत। केना ने बेधि दैत!

आखिर वेचारीक वएसे की भेलइ। मुदा छओ मास तँ भेले ने रहै आकि ओ घरसँ बाहर, आँगनसँ डेढ़िया आ डेढ़ियासँ टोला-पड़ोसामे डेग बढ़बए लगली। जे कहियो हुनक पएरो ने देखने रहैन ओ आब मुहोँ देख रहल अछि। हुनक हेल-मेल सभसँ पढ़ल जा रहल छैन। आब तँ ओ अपना घरमे कम आनका आँगनमे बेसी समए बितबए लगली। सासु-दियादिनीक गपकेँ छोड़ि अनकर गपपर बेसी धियान दिअ लगली। नीक आ अधला तँ सभ समाजमे ने लोक रहै छइ। से आब किछु लोक हुनका गुरु मन्तर दिअ लगलखिन। आ ओहो नीक जकाँ धियान-बात दिअ लगली। जहिना कहबी छै जे खेत बिगैड़ गेल खढ़ बथुआसँ तिरिया बिगड़ए जँ जाइ हाट-बजार...। जे काल्हि तक ओकर उकासीओ ने कियो सुनने छल से आइ तँ ओ उड़ाँत भऽ गेलि। बिना कोनो धड़ी-धोखाक गामक मुखिया-सरपंचक संग हँसि-हँसि बजै-भुकए लगली। गामक राजनीतिमे हाथ बँटबए लगल। गामक उचक्का छौड़ा सभ संगे हाट-बजार करए लगल।

एतबे नहि, ओ अपन जीवन-यापनक बहाना बना ब्यूटीपार्लर सेहो जाए लगली। सत्संगे गुणा दोषा रंगीन दुनियाँ आ वातावरणक प्रभाव ओकरापर पड़ल लगल। ओकर अपन वैधव्य जिनगी पहाड़ सन लागए लगलै। आब ओ चाहए जे ई उजरा धूआ-साड़ीकेँ फेकि रंगीन दुनियाँमे चलि आबी। ओ रसे रसे-रसे उजड़ा साड़ी छोड़ि हल्का छिटबला साड़ी पहिरए लगल। मन जे एते एकरंगाह रहै से आब सभरंगाह हुअ लगलै। रूप-गुण लछन-करम सभ बुझू जे बदलए लगल। आब ओकर मौलाएल गाछक फूल खिलए लगल। एक दिन मुखियाकेँ कहि-सुनि इन्दिरा अवास स्वीकृति करौलक आ बिच्चे आँगनमे घर बना लेलक। आब जे कियो छौड़ा-माड़रि भेँट-घाँट करए आबए तँ ओ ओही घरमे बैसा चाह-पान

करए लगल। चाहो-पान होइ आ हँसी चौल सेहो। एते दिन जेकरा भाफो नै निकलै तेकर आब हँसीक ठहाका दरबज्जोपर लोक सुनए लगल। गामक आ टोलक बिस्कुटी लोकक चक्कर-चालिमे पड़ि ओ भैंसुरसँ अराइर कऽ अपन हक-हिस्सा लेल लड़ए लगली। लड़ि-झगैड़ सर-समाजकेँ बैसा पर-पंचायत कऽ ओ बाध-बोनसँ लऽ चर-चाँचर, वाड़ी-झारी एतबे नै डीह तक बाँटबा लेलक। आब तँ कहबी परि भऽ गेल जे अपने मनक मौजी आ बहुकेँ कहलक भौजी। जखन जे मन फुरै तखन सएह करए। कियो हाँट-दबार करैबला नहि। कारणो छेलै, जँ कियो किछु कहैक साहसो करए तँ अपन इज्जत अपने गमा बैसए। आब तँ ओ चर्चेआम भऽ गेलि। अही बीच ओ एकटा छौड़ाक संग बम्बै पड़ा गेल। आहि रे बा! परात होइते घोल-फच्चका शुरू भेल 'कनियाँ केतए गेली केतए गेली' आकि दू दिनक बाद मोबाइल आएल जे ओ तँ बम्बैमे अछि फलल्मा छौड़ाक संग। ओना गामोसँ मोबाइल कएल गेल जे कनियाँ गाम घुमि आबैथ। मुदा ओ तँ अपने सखमे आन्हर।

किछु दिनक बाद जेना-तेना पकैड़-धकैड़ ओइ छौड़ाक संग गाम आनल गेल। मुदा ओ तखनो सबहक आँखिमे गर्दा झोंकि कोट मैरेज कऽ लेलक तेकर बादे गाम आएल। एतेक भेला बादो गामक समाज बजौल गेला। सभ तरहेँ सभ कियो समझबैक परियास केलैन। मनबोध बाबा जे गामक मुँहपुरुख छैथ ओ ओकरा बुझबैत कहलखिन-

> "सुनू कनियाँ, अखनो किछु ने बिगड़लै हेन, आबो ओइ छौड़ाक संग-साथ छोड़ि गंगा असलान कऽ समाजक पएर पकैड़ लिऔ। जे भेलै से भेलइ। सभ अहाँकेँ जातिमे मिला लेत। जाति नाम गंगा होइ छइ।"

मुदा मनबोध बाबाक बातक कोनो असैर ओकरापर नै पड़लै। ओइ छौड़ाक संग-साथ छौड़ैले तैयार नै भेल। अन्तमे गौंआँ-घरूआक संग मनबोध बाबा ओकरा जातिसँ बाड़ि अँगनासँ ई कहैत-

"एकरा आँगनमे राखब उचित नै ई कनियाँ कनियाँ नै छुतहर छी छुतहर... ।"

हम ओत्तै ठाढ़ भेल किछु ने बाजि सकलौं, किछु ने कऽ सकलौं। की नीक की अधला से तखन नै बुझि पेलौं जे आइ बुझि रहल छी अखनो समाजकेँ समाढ़ गहिआ कऽ पकड़ने अछि।

◌

शब्द संख्या : 997

# मोहन बाबू

मानपुरक प्रतिष्ठित जमीनदार कन्टीर मड़ड़। जिनका मात्र दू गोट सुपुत्र पहिल राम विलास बाबू आ दोसर श्याम विलास बाबू। राम विलास बाबूक पाँच गोट पुत्रकरण। आ श्याम विलास बाबूकेँ दूटा कनटिरबी आ दू गोट पुत्र। परिवार नमहर भेने एक आँगनमे अँटाबेश नै हेबाक कारणे आँगन जरूर दू भऽ गेल मुदा भावना सबहक एक्के छल। राम विलास बाबूक पाँचो पुत्र सभ तरहेँ सम्पन्न। सभ अपन-अपन दुख-धन्धामे लागल। एमहर श्याम विलास बाबूक जेठ पुत्र राम बाबू नामक सार्थकताक अनुरूप कमाइ-खाइबला रहैथ। एकोटा रूपैआ जेतबए मेहनतसँ कमाइ छला तेतबे रखि-जोगा कऽ खर्च करै छला। दुनू भैयारीक परिवार सभ तरहेँ भरल-पुड़ल कथुक कमी नहि। सर-कुटुम सेहो भरले-पुड़ले। राम बाबूक सासुर श्यामपुरक मुखियाजीक परिवार। मुखिया भेने हुनकर बेटी सेहो नीके लिखल-पढ़ल आ तेतबए देखए-सुनएमे सेहो सुन्नैर। बड़-बढ़ियाँ परिवारक भरन-पोषन चलैत रहए।

श्याम बाबूक छोट पूत्र मोहन बाबू। बेस छह फिट दू इन्ची लम्बा। तहिना शरीरो लालबून। पढ़ै-लिखैमे सेहो तेतबे तेजगर। मुदा हाथक बड़ खुजल। भैयासँ पाइ लऽ लऽ संगी सबहक संग चाह-पानमे खूब उड़बैथ। दोस-महीमक कोनो कमी नहि। देखते-देखते मोहन बाबू बी.ए पास केलैन। शादी-बिआहक गप-सप्प चलए लगल। एकठाम दूठाम देखैत कथा केतौ पसिने ने पड़ै छेलैन। अन्तमे बड़ बढ़ियाँ अपने गताति

सरायगढ़मे एकटा कन्याँ देख सम्पन्न भेल। पत्नी देखै-सुनैमे जहिना सुन्नैर तहिना पढ़बो-लिखबोमे। मैट्रिक केला पछाइत कौलेजमे नाओं लिखौने छलि। एमहर लालो बाबू पढ़ैथ आ ओमहर पत्नी सेहो। मौका-कुमौका देख जेठ भायसँ नजैर बँचा मोहन बाबू सासुरो चलि जाइथ। जाइत-अबैत पत्नी जखन एक जानसँ दू जान भेली तँ घरवारी काहा पठा दुरागमन करा सासुर बसए लगली। लक्ष्मी पात्र कनियाँ आ स्वामीक रूप मोहन बाबू । दुनूक जोड़ा बड़ सनगर। समए बितैत गेल। मोहन बाबू बी.ए. करि शिक्षक प्रशिक्षण लेल दरभंगा गेला। ओतए मास-मास भरि रहैथ। कहियो कताल गाम आबैथ। लोक सभ बुझैत जे बड़ पढ़ुआ छै तँए मन लगा पढ़ैत रहै छइ। पढ़ै-लिखैसँ पलखैत नै हेबाक कारणे गाम-घर कमे काल अबैए।

एमहर मोहन बाबूक मासिक खर्च बढ़ल जा रहल अछि। पढ़ाइक नाओंपर समए-कुसमए भैयासँ पाइ ऐठैमे नै चुकै छल। समपन्न रहबाक कारणे राम बाबू कथुक कमी नै रखैथ। जमीन-जत्था बेच-बेच पढ़ाइक खर्च देबए लगलखिन। दिनसँ मास बितल माससँ साल। मुदा मोहन बाबूक पढ़ाइक अन्ते नहि। ओ जेतेक पढ़ै छला तइसँ बेसी किछु दिनसँ गढ़ौ लगला। जइसँ खर्च बहुत बढ़ि गेलैन। दोगा-दोगी व्यस्क सिनेमा देखैक आदति सेहो लगि गेलैन। बेर-कुबेर साँझमे पाटीक नाओंपर शराबक आयोजन सेहो होमए लगल। खर्च मोहन बाबूक आ मौज-मस्ती सभ उड़बए। किछुए दिनक पछाइत दोस-महीमक गलत संगतमे पड़ि मोहन बाबू कटकी बजार सेहो जाए लगला। तेकर बाद तँ कोनो एहेन दिने ने होइ जइ दिन ई एको साँझ बिना पीने रहैथ आ एक्को राति बिना कटकी बजार गेने बितबैथ।

आब तँ बुझू पानि नाक धरि पहुँच गेल। रसे-रसे एकर भनक राम बाबूकेँ सेहो लगलैन। समझेला-बुझेलाक बादो जखन मोहन बाबू नै मानलैन तँ राम बाबू अपन परिवार लऽ भीन भऽ गेला। आब तँ मोहन बाबू आरो छुट्टा खजाना भऽ गेला। एक दिनक गप छी। मोहन बाबू गाम

आएले रहैथ। सुतली रातिमे टोल दलमलित भऽ गेल जे मोहन बाबूकेँ कीदैन भऽ गेल। अड़ोसिया-पड़ोसिया सभ थाहाथही आँगनमे जमा भऽ गेल। मोहन बाबूकेँ घरसँ बाहर आनल गेल। एकटा हाथ छातीपर रखने दर्दसँ छड़पटा रहल छैथ। तत्खनात् ग्रामीण डाक्टर बजौल गेला। चेक-चाक कऽ दूटा सुइया लगा कहलखिन-

"हमरा हिनका हाडपर शंखा होइए तँए आगू लऽ जैअनु।"

परात भेने राम बाबूक परिवार आ मोहन बाबू रिक्शासँ आ राम बाबू पाछाँ-पाछाँ बिदा भेला। झंझारपुर जा महासेठसँ देखौलैन। डाक्टर महासेठ सभ तरहक जाँचोपरान्त दवाइक संग परहेज बतबैत कहलखिन-

> "हिनका हर्टक बिमारी छैन। ताड़ी-दारू पीबाक कारणे फेफड़ा सेहो खत्मे बुझू। ई कोनो भिरहगर काज नै करैथ आ ने एको बून दारू पीबैथ।"

गाम आबि सबहक बात मानि मोहन बाबू दारू पीनाइ छोड़ि देलैन आ दवाइक संग पथ्य भेने चेहरा फेर लालबुन भऽ गेल। निकेना भेला पछाइत मोहन बाबू पढ़ाइक बहन्ने फेर दरभंगा जाए चाहलैन। कनियाँ केतेको सप्पत-किरिया खुआ अन्तमे बालो-बच्चाक सप्पत दऽ हुनका दरभंगा जाए देलखिन।

दरभंगा एला पछाइत मोहन बाबूक वएह किरदानी। मासो ने लगलैन आकि घुमि घर एला। फेर सभ कियो विचारि महासेठ लग गेला। देख-सुनि आगू पढ़ैक सलाह देलखिन। तत्खनात् टोल भरिमे जिनका लग जे औसलिया-कौसलिया छल ओ सभटा उघार-पैंच कऽ राम बाबू पत्नीक संग मोहन बाबूकेँ दरभंगा लऽ जाइक विचार केलैन। टोल भरिक लोक कानि-खिज रहल छल। अश्रुपुरित आँखिए सभ कियो दरभंगाक गाड़ीमे एकटा सीट छेक भोरुके गाड़ीसँ बिदा भेला। मोहन बाबू बेहोश रहैथ। ओना कखनो-कखनो कुहैर जरूर उठैथ।

श्यामपुरवाली कनियाँ बिअनि हौंकि रहल छेली। मुदा दैवक लिला एहेन जे सकरीए जाइत-जाइत मोहन बाबूकेँ एकटा नमहर हिच्की भेलैन आ वएह भेल जेकर डर सभकेँ छल।

श्यामपुरवाली कनियाँ सभ किछु अकाइन ओतैसँ आपस घुमैक सलाह देलखिन। सभ कियो बिनु कन्नारोहटक आपस आबि घर अबै गेला। घर पहुँचते कन्नारोहट शुरू भेल। गौंआँ-घरूआ टोला-पड़ोसाक लोक सभ जमा हुअ लगल। बिच आँगनमे मोहन बाबूक लहाश राखल गेल।

सबहक टिप्पणी सभ तरहक छेलैन। मुदा मोहन बाबूक पत्नीक पछाइर मारि-मारि कानब लोककेँ बेबरदास भऽ गेलइ।

सबहक विचार भेल जे लहाशकेँ रातාराती जरा देल जाए। जुआनी मौगैत ठीक नै होइ छइ। से विचारि समाजक सभ कियो कुरहैर, टेंगारी, जोरी, कोदारि, कोहा, कौड़ी, धूमन, घी, आगि इत्यादि लऽ बुढ़िया गाछी गेल। आ राता-राती लहाशकेँ डाहि-जारि खतम कऽ कोदारि-टेंगारीक बेंट उनटा पचकठिया दैत सभ अपन-अपन घर पोखैर होइत आएल। लोह-पाथर आ आगि छुबि-छुबि सभ एकहक मुट्ठी भूजल चाउर, नीमक पात आ मिरचय मुँहमे लऽ चिबौलक।

सभ कियो शोकाकुल छल। मुदा मोहन बाबूक पत्नीक आँगनसँ पछार मारि-मारि कानब-

> "राजा हौ राजा, हमरा छोड़ि केतए गेलह औ राजा। बाबू हौ बाबू हमरा छोड़ि केतए गेलह हौ बाबू।"

सबहक अश्रुपुरित आँखिमे नाचि रहल छल। मोहन बाबू।



शब्द संख्या : 889

# सवक

शिबू धरमपुर गामक वासी। मध्यम वर्गीए परिवार। एक्केटा बेटा किशुन आ पुतोहु चमेली छल। शिबू सभ दिनसँ बिमार रहै छल। टीबी सन उगहा रोग ओकर भऽ गेल छल। परिणाम सदिखन खौं-खौं करैत रहै छल। दवाइ-विर्ड़ो तँ कनीमनी होइते रहै छेलै मुदा पथ्य-परहेज समए-समैपर नै भेलाक कारणे निरोग नै भऽ सकल। पथ्य-परहेजक इंजामो के करितै, किएक तँ पत्नीक असमए मुइने वेचारेकेँ सभ कथुक दुख-तकलिफ होइते रहै तँए ओ ओरो दुखताह होइत गेल। मन सतत् खिन्ने रहै छेलइ। तैपर पुतोहु दुआरा कुभेला भेलासँ ओ ठीक की हएत जे आरो लचारे आ बेमारे होइत गेल।

एक दिनक गप छी। जेठ मासक समए। कराचुर गरमी, रौद तेहने करगर। दिनक एक बजैत। भूखल-पिआसल शिबुक हालति खराप भऽ गेलइ। कएक बेर पुतोहुकेँ हाक दैत शिबु कहलक-

> "हे कनियाँ, बड़ जोर भूख लगल अछि। पिआससँ कण्ठ सुखैए। कनी खाइले किछु आ पीबैले पानि दएह। नै तँ हम भूखे-पिआसे मरि जाएब।"

मुदा कनियाँ लेल धनिसन। ओकरा तँ कोनो परबाहे नहि। एमहर शिबु चिचिआ रहल अछि। ओमहर कनियाँ पुतोहु जे गामक सी-नम्बरक

बिस्कुट्टी, लोकक घरकेँ बिगाड़निहारि, लोकक घरमे झगरा लगौनिहारि बनो मौसी लग बैस  गप छकैड़ रहल अछि। बनो मौसी जेकर एतबे किरदानी जे अनकर बेटी-पुतोहुक निन्दा-खिस्सा कऽ ओकरा घरकेँ नरक बना देब। कोन छौड़ी-मौगी आ छौड़ा-मुनसा केतए के की कऽ रहल अछि ई समाचार तँ बीबीसी जकाँ बनो मौसी लग तुरत पहुँच जाइन। जेकरा ओ नून-मरीच लगा आरो बढ़ा-चढ़ा कऽ गामक बेटी-पुतोहु लग सुना-बझा कऽ ओकरा बिगाड़ि देब ओकर काज। गामक बेटी-पुतोहुकेँ ई चहटगर गप-सप्प नीक लगैत। चमेली सेहो तहीमे सँ छल। ओइ दिन किशुन अपन जमीनक मालगुजारीबला रसीद कटबैले दरभंगा गेल छल। ओना ओ खेती-पथारी साढ़े बाइसे करै छल आ एक नम्बरक आलसी अछि। मुदा घरवाली नमहर आशिक। घरवाली बिना ओकर जीवन कोनो जीवने नहि। जेना साफ निरस बुझाइ छेलइ। एमहर चमेलीक गदराएल जुआनी, बिआह चारि साल पहिने भेल। मुदा एकोटा बाल-बच्चा नै भेल जइसँ ओ आरो खिलल बुझाइत। देहो-दशा बेस चुहचुहीपूर्ण। खेने-पीने बेस मस्त-मौला। बाल ने बच्चा दुनू परानीकेँ जे जखन मन फुरै से तखन करए लगए। बेर-बेर शिबुकेँ मना केला बादो किशुन जमीन बेच-बेच खूब मौज-मस्ती करए। घरवाली जे जे फुरबै किशुन ओकरा से से पुड़बै। आ दुनू परानी सदिखन जुआनीक निशाँमे मतल रहै छल। किशुनकेँ कहबी परि भऽ गेल छेलइ। कहबियो छै धैन छी अहाँ की धैन छी हम आ चलै छी अहाँ तँ निग्हारै छी हम। अपने मनक मौजी आ बहुकेँ कहलौं भौजी। यहए दुनू परानीक किशुनक संसार छल। बुढ़ बापकेँ के देखत। आब की श्रवण कुमारबला जमाना छै जे माए-बापकेँ कान्हपर लाधि चारूधाम करौत।

एमहर पत्नीकेँ मुइने, टीबी बेमारी भेने, उचित इलाज नै भेने आ बेटा-पुतोहु दुआरा कुभेला भेलासँ शिबुक स्थिति आरो खरापे भेल जाइ छल। ओकर ब्लडपेसर बहुत अधिक भेने लकबा सेहो मारि देलकै। जइसँ ओकर एककातक अंग काज करब कम कऽ देलकै। आब शिबुक

दुनियाँ दिन भरि एकटा खटियापर सूतल काहि काटब भऽ गेलइ। वेचारा कोनो काजक लेल दोसरेपर आश्रित भऽ गेल छल। ओइ दिन शिबु बड़ी काल धरि गिरगिराइत रहल मुदा कियो ओकरा नै सुनलक। सुनबो के करतै पुतोहु तँ बनो मौसी लग बैस गप पसारने आधुनिक महाभारतक कथा सुनि रहल छल। शिबुक बेर-बेर अवाज देब, कानब, कुहरब सुनि बनो मौसी चमेलीकेँ कहलक-

> "धुर कनियाँ, केहेन तोहर ससुर छह जे कनियोँ काल धरि लोक लग उठए बैसए नै दइ छह। ई बुढ़बा तँ ढौंग केने अछि। झुट्टे कुहैर रहल अछि। धुर हम जाइ छिअ एतएसँ।"

कहैत मौसी ओइठामसँ ससैर गेली। पछाइत चमेली घर आबि पएर पटकैत एक लोटा पानि भरि बुढ़बाकेँ सरापैत भरलो लोटा पानि खाटक निच्चाँ राखि अपने रूमेमे जा पलंग तोड़ए लगल।

शिबुकेँ पानि देखते जानमे जान एलइ। ओ हाथ बढ़ा पानि पीबए चाहलक। मुदा तागैत नै भेटने पानि हरा गेलइ। शिबु अपना भाग-तकदीरकेँ कोसए लगल। एमहर पानि जे हरा गेल रहै से देख कनियाँ शिबुकेँ गारि-बात दैत आसमान कपारपर उठा लेलक। जइसँ टोल-पड़ोसक लोक जुटि गेल। बात की छिऐ से केकरो बुझैमे देरी नै लगलै। ओही भीड़मे सँ लक्ष्मीपुरवाली कनियाँ शान्ति जे विधवा भऽ गेल छैथ, कलपर जा एक लोटा पानि भरि शिबुकेँ पीऔलैन। पानि पीला पछाइत शिबुकेँ होश भेल। ई काज चमेलीकेँ जेना नै नीक लगलै। बरदास नै भेलइ। ओ शान्तिकेँ बुढ़बा लगा-लगा एक हजार गारि पढ़लक। शान्ति वेचारी चुपचाप अपना आँगन चलि गेली।

परात-भने टोला-पड़ोसाक लोक सभ किशुन आ चमेली दुनू परानीकेँ धुर छी-धुर छी करैत कहै गेल-

> "तूँ सभ बुढ़बाकेँ खाइले नै दइ छहक। ओकर सेवा-सुश्रुषा नै करै छहक। एहेन जुलुम तूँ सभ किए करै छहक। तोरा सभकेँ

नीक नै हेतह।"

ई बात सुनैत चमेली कनैत-खिजैत भागि कऽ अपना नैहर चलि गेल। किशुनक कमजोरी तँ ओकर कनियाँ छेलइ। ओकरा तँ बहु बिना किछु नीके ने लगै छेलइ। साँझ धरि ऊहो सासुर चलि गेल। ओकरा धुर छी धुर छी करैत ओकर सासु कहलक-

> "एकटा गप कान खोलि सुनि लथु पाहुन, जाबे तक ओ बुड़हा ओइ घरमे जिन्दा रहत ताबे तक हमर बेटी कोनो हालतमे ओइ घर पएर नै देत।"

आब तँ किशुनकेँ किछु फुरबे ने करै। लाख मनौला बादो चमेलीकेँ घुरि घर नै एलापर किशुनो सासुरेमे रहए लगल।

एमहर शिबुकेँ दिन तँ कहुना बितल मुदा राति बितबे ने करए। ओकरा होइ जे आब हमर दिन कुदिन आ भाग अभाग भऽ गेल। कोनो रस्ता नै देख ओकरा आत्महत्या करबाक विचार मनमे उपकलै। विचार उपैकते मन अघोड़ भऽ गेलइ। कोनो बाटे ने सुझहै। करत तँ करत की वेचारा। होश सम्हारि कहुना कऽ लड़खराइत उठि अपना रूमक बिजलीक नंगा तार जँए की पकड़लक आकि बड़ी जोरसँ झटका लगलै। लगिते हृदए बिदारक चीख निकललै आ शिबु एकटा देबालसँ टकड़ा कऽ बेहोश भऽ गेल। चीख सुनि शान्ति दौड़ल एली। देखली जे शिबु तँ बेहोश भऽ गेल। जनु मरि ने गेलइ। छातीपर हाथ देलखिन। बुझेलैन साँस चलै छैन। तुरन्ते दौगल जा पड़ोसक डाक्टरकेँ बजा अनलक। सुइया-दवाइ पड़िते शिबुकेँ कनी होश एलइ। होश अबिते उठैक कोशिश केलक। उठि कऽ लड़खराइत ठाढ़ भेल। मनमे खुशी भेलै जे हम तँ आब ठीक भऽ गेलौं। बेजान हाथ-पएरमे जान चलि आएल। डाक्टर साहैब चेक कऽ बतौलखिन जे बिजली करेन्ट लगलासँ हिनक सुन्न अंगमे जान चलि एलैन। जदी ठीकसँ हिनक इलाज-बात कएल जाए आ पथ-परहेज होनि तँ आब ई सोल्हन्नी ठीक भऽ सकै छैथ। शिबुकेँ ई बात सुनिते आ अपन

देहक दशाक अनुभव करिते बदलल बदलल बुझा पड़लै। खुशी भऽ एक नजैर शान्तिपर उठा याचनापूर्ण भावे देखए लागल। जेना ओ आँखिएसँ किछु कहै रहल छइ। बात अकानैत शान्ति बजली-

> "ठीक छै डाक्टर साहैब, अहाँ दवाइ दियौ। हिनकर बेटा-पुतोहु तँ एतए नै छैन मुदा इंसानियतक नाते हम हिनकर देख-भाल करबैन।"

डाक्टर साहैब दवाइ दऽ चलि गेला। हप्ता-दस दिन गुजैर गेल। शान्तिक सेवा-सुसुर्षासँ शिबु नीक हुअ लागल। मने-मन शान्तिक एहसानमन्द भऽ गेल। शान्तिक प्रति भरि-भरि दिन सोचए लगल। मनमे प्रेम उपैक गेलइ। रहि-रहि कऽ शान्ति शिबुक मनमे जगह ओहन छेक लेलक जे आर किछु रहिए ने गेलइ। सोचए लगल की शान्तिकेँ अप्पन बुझिऐ, आकि ऐ बीरान बेटा-पुतोहुकेँ, आकि ऐ समाजकेँ, जे शान्तिक ओहेन दशापर आइ धरि किछु नै सोचि सकल। शिबु किछु विशेष निर्णए लेलक। मुदा मनमे ठहकलै जे शान्ति तँ विजातीय विधवा अछि।

एमहर गौंआँ-घरूआ सभ शान्तिक बेवहार देख जे शिबु ऐठाम किए जाइ-अबैए, सँ नाराज भऽ ओकरा जाति-बेरादरीसँ बारि गामसँ निकलि जेबाक बात सेहो कहि देलकै।

ई खबैर सुनि शिबु शान्तिकेँ बजा सभ खिस्सा सुनि अपन कएल ठोस निर्णएपर आरूढ भऽ शान्तिकेँ कहलक-

> "शान्ति, अहाँ हमरा नवका जीवन देलौं। हमर बेटा-पुतोहु हमरा मरैले छोड़ि गेल। हम असगरे काहि काटि-काटि मरै छेलौं तखन ई समाज हमर कियो नै आ हम समाजक कियो नहि। की असतूत छै ऐ समाजक? अहाँकेँ गामसँ निकालत? एना किन्नहु नै हएत। अहाँ निराश नै होउ ऐ समाज आ दुनियाँकेँ जवाब दइले हमरा लग उपए अछि। हम जवाब देबइ। औरतक कोनो जाति नै होइ छइ। हम अहाँसँ बिआह कऽ लेब, अहाँ हमर पत्नी भऽ

> जाएब। फेर देखै छी जे ई समाज अहाँक की बिगाड़ैए कियो जे आँगूर उठौत तँ आँगूर काटि लेबै, आँखि देखौत तँ आँखि निकालि लेबइ। ऐ लेल हमरा अपन बेटो आ पुतोहुओक चिन्ता नै अछि।"

मने-मन शिबु एकटा ठोस निर्णए लऽ कोट मैरिज कऽ ओकीलसँ मिलि एकटा वसियत बना अपन सभ सम्पैत शान्तिक नाओंसँ कऽ देलक।

ई खबैर जखन किशुन आ चमेलीकेँ भेटलै जे सभटा धन-सम्पैत पिता एना-एना कऽ केलैन। तँ दुनू परानी कपार पीटब शुरू केरैत अर्र-दर्र बाजए लगल-

> "हमर बाप हमरा भिखाड़ी बना देलक। हम भीखमंगा भऽ गेलौं।"

मुदा समए तँ सभ किछु कराइए लइए। समए अपन निर्णए लऽ काज कऽ चुकल छल। शिबु सेहो समए सापेक्ष्य निर्णए लेबए लेल तैयार छल मुदा समाज दुनू परानीकेँ अलग-थलग करैमे मजा लैत रहल।



शब्द संख्या : 1359

# टुटैसँ बँचि गेल

बाबा राम मनोहर दास नीक संत प्रवृतिक बेकती। समाजमे नीक प्रतिष्ठा। राम मन्दिरक पुजारी भेने आरो यश-मान आ नाम। सभ दिन सबहक हितेक काजमे लागल रहला। सभ हुनकर हिते मुद्दे कियो ने। यद्यपि हुनका दूटा पत्नी मुदा सौतिनक सम्बन्ध कहियो देखैमे नै आएल। अपितु दू बहिनक रूपमे सभ दिन। बाबाकेँ जत्था–पात सेहो नीक्के, कहियो कथुक दुख-तकलीफ नहि।

बाबाक दुनू पत्नीसँ एकटा पुत्री आ दूटा पुत्र सन्तानक रूपमे छल। पुत्रीकेँ समए-साल पाबि नीक कुल-खनदानमे बिआह-दान कऽ बाबा निचेन छला। बड़का बेटाक बिआह सेहो मध्यम परिवारमे कऽ बाबाक जीवन सुखमय छल। घर-आँगन नाति-नातिन, बेटा-पुतोहु आ पोता-पोतीसँ सदिखन भरल रहैत छल। सजना बाबाक छोटका बेटा जखन बिआह करै जोग भेल तँ कथा-बर्ताक चर्च चलए लगल। सजना देखै-सुनैमे बड़ सुन्नर आ पढ़ै-लिखैमे सेहो बड़ तेजगर छल। मैट्रिक केला बाद आइ.एस-सी.मे मधुबनीमे नाओं लिखा देल गेल जेतए ओ मन लगा कऽ पढ़ए लगल। ओकरे कथाक प्रति कएक ठाम लड़की देखल गेल मुदा बाबाकेँ पसिने ने होइ छेलैन। केतेको दिन बाद घुमैत-फिड़ैत शहर तँ नै मुदा शहरी वातावरणमे पलल-बढ़ल बेस गोरि-नारि नमहर-छड़गर कर्चीए सन पातर एकटा लड़की देखल गेल। नाक-नक्शा सेहो बड़ सनगर।

लड़की देखए-सुनएमे बड़ पवित्र। एकदम कारी-भौर केश, बेस डाँर लगतक नमहर जुट्टी एना लटकल जेना गहुमन साँप। चालि ठुमकी, आँखि आमक फारा सन-सन नमहर, हाथ-पएर एकदम सोंटल-साँटल कुल मिला लड़की बाबाकेँ पसिन भऽ गेल। दुनू पक्षसँ बर-कन्याँ देखल गेल आ एकटा शुभ मुहुर्तमे कथा सम्पन्न भेल।

समए गुदस होइत गेलइ। बाबाक छोटका बेटा सजनाकेँ ओइ कनियाँसँ एकटा पुत्र आ दूटा पुत्रीक जनम भेल। बड़ हर्षक विषय रहल। समए बदलैत गेलइ। सजनाकेँ पढ़ाइपर सँ धियान हटि रंगीन दुनियाँमे दिल लागए लगलै जइसँ ओ ने तँ मन लगा पढ़ए-लिखए आ ने कमाइ-खटाइ। एक तँ बेरोजगार तैपर सँ खर्च बेसी। तेतबए नै ओ अपन एहेन सुन्नर कनियाँकेँ छोड़ि आन-आन लग सेहो जाए-आबए लगलै। कनियाँकेँ ई बात पसिने ने होइ। पसिनो केना हेतै आखिर औरत-तँ-औरत छी ने। कियो केना बरदास करत जे ओकर स्वामी ओकरा छोड़ि आन छोड़ी-मौगी लग जाए। कनियाँकेँ बेर-बेर मना केला बादो जखन सजनाक छुतहरबला चालि नै सुधरलै तँ कनियाँ कहलखिन-

> "जो रे मरदाबा, जहिना तों अखन हमरा तरसबै छेँ तहिना समए एलापर हम तोरा तरसेबौ। हम तोरा बबाजी बना कऽ रखबौ। अगर नै रखलिऔ तँ हम एकबापक बेटी नहि।"

ऐ तरहेँ दुनूक जिनगीमे जहर घोरा गेल। ऐ तरहेँ सजना कनी दिनक बाद दिल्ली-पंजाब गेल मुदा केतौ पाच नै लगलै। घुमि घर आएल। मुदा घरो अशान्त। पहिने जइ छौड़ी-मौगीकेँ धेने छल से केते दिन? बड़ बढ़ियाँ कबीर साहैब कहने छथिन-

> "सभ दिन होत ने एक समाना... संतो होत ने एक समाना...।"

आब तँ बाजी कनियाँ हाथ आएल। ओकर घरबला घुमि-फिर कऽ घर अबै मुदा कनियाँ गछबे ने करै। ओ कहै-

> "तोरा हम रखबौ जरूर मुदा बबाजी बना कऽ।"

आब तँ कोनो उपाइए ने रहि गेल। आब ओ करत तँ की करत। खर्चा-पानि जे घटै सेहो ओकर कनियाँ दइले तैयारे ने होइत। समए पाबि धियो-पुतोकेँ जुआन भेने बेटा घरक गारजन भऽ गेल। आ ओहो गारजन विहीन भेने जे मनमे अबै सएह करए। बाबाक अरजलहा जमीन बेच-बेच अपन खर्च पुड़बए लगल। बापक अछैते जइ जमीनक दाम पचास हजार रूपैए कट्ठा हेतै तेकरा पचीसे हजार रूपैए बेच उड़बए-पुड़बए लगल। सत-संगैत ओकरो खराप भऽ गेलइ। आब तँ सजनाकेँ कहबी परि भऽ गेलै, अपने करनी गइ मुसहरनी...। ओ करत तँ की करत। किछु फुरबे ने करै, आ ने परिवारेमे कियो गुदानै। आब तँ खर्चो-पानिक अभाव हुअ लगलै। जीवन तँ कुकुर सन भऽ गेलै, जे एक कौर खा केतौ पड़ि रहए। आखिर से केते दिन?

जुति-भाँज लगा ओ जमीनक किछु कागत लऽ झंझारपुर आबि एकटा नीक ओकीलसँ सलाह लेलक। सलाह लऽ घरपर कानूनी नोटिश पठबौलक। जइमे ऐ बातक जिकिर छेलै जे ओकर नाओंक जमीनकेँ कियो बेच नै सकैए, परिवारमे कियो ओकरा मारि-पीट नै सकैए, अन्यथा ओकर जिम्मेबार ओकर पत्नी आ बेटा हेतै जे ओकरा जीवन भरि जहल काटए पड़तै। आब तँ भेल पहपैट। कनियाँकेँ तँ हाथो महक गेल आ लातो तरक गेल। आब तँ दुनू मायपुत कानूनन लचार भऽ गेल। कानूनमे बन्हा गेल।

एमहर सजना अपना नामक एककित्ता दसकठबा जमीन एकटा हरिजनक नामे पाँच लाखमे बेच चारि लाख रूपैआ बैंकमे रखलक आ एक लाख पूजी लगा एकटा जेनरल स्टोर झंझारपुरमे खोलि लेलक। आ जखन दोकान नीक-नहाँति चलए लगल। आब तँ सजनाक दिने बदैल गेल। समए ओकरा नीक-नहाँति सवक दऽ देलकै। समैकेँ परेखि ओ ओकर मुल्य जानि अपना बुधिए काज करए लगल। आब सजनाकेँ ने तँ पत्नीक मदैतक खगता रहलै आ ने बेटाक। बेटा जे कुकुरचालि पकैड़ नेने छेलै से आब ओकरा चाउर-चिक्कसक भाव बुझबामे आबि गेलै आब तँ

सभ तरहेँ लचरि गेल। किछु फुरबै ने करै, करत-तँ-करत की? कानूनक डर सेहो होइ। एमर खर्चा-पानिक दिक्कत भेलासँ कनियाँकेँ सेहो अकास-पताल सुझए लगलैन। ऊहो अपना करनीपर पचतए लगली। कोनो उपए नै देख हारि-थाकि कऽ दुनू मायपुत झंझारपुर आबि स्वामीक पएरपर खसैत अपन गलतीकेँ स्वीकार केलक। ऐ तरहेँ एकटा टुटैत परिवार टुटएसँ बँचि एक भऽ गेल।

◌

शब्द संख्या : 780

# ई की?

अपना ऐठाम प्राय: सभ दिन कोनो ने कोनो पावैन-तिहार लधले रहैए। आइ भरदुतिया तँ काल्हि छठि। लगले दिवाली तँ पीठेपर कालीपुजा। केतौ चैती नवरात्रा तँ केतौ शितलापुजा। केतौ इन्द्रपुजा तँ गणेशपुजा। मुदा एकटा बात सभठाम एकदम समान देखैमे अबैए जे एहेन पूजाक आवसरपर पूजा स्थलक संग खुलल मैदानमे सोर-सराबा आ धूम-धड़काक माहौल चौबीसो घन्टा बनले रहैए। पैछला केतेको बर्खसँ पुजनोपरान्त झाकी निकालब एकटा प्रतियोगिता सन भऽ गेल अछि। सजाबट आ झाकी एकसँ एक बढ़ि-चढ़ि कऽ हुअए ऐ लेल अधिकसँ अधिक टाका खर्च करबामे कियो केकरोसँ पाछू नै रहए चाहैए। प्राय: अहुमे एकटा प्रतियोगिते देखबामे अबैए। जइमे किशोरक तँ हाले ने पुछू। जेना पूजाक ठिकेदारी ओही उमेरबला कें भेटल होइ। प्रोग्रामक नाओंपर फुहर्ता एहेन जे देखनिहारोकें लाज नै होइ छैन। जेना कि आँखिमे लाजक पानिए सुखि गेल हुअए। एतबे नहि, लाजक जगहपर गौरव महसूस होइत हो।

ऑरकेस्ट्राक नाओंपर छौड़ी सबहक ठुमकी लगा अपनेमे मारि-पीट करब आम भऽ गेल अछि। सभसँ बेसी मजा तँ ई जे पूजाक ठिकेदार सभ धर्मक आड़िमे जबरदस्ती चन्दा असुलि कऽ समुच्चा स्टेजकें लाल-पीअर बत्तीसँ जगमगबैत रहैए। ऐ तरहक कार्यक्रममे मारि-

पीट, झगड़ा-झाटी, गारि-गलौज इत्यादि आम बात भऽ गेल अछि। मुदा तखनो कियो बुझैले तैयार नहि। खास कऽ दुर्गापूजा, कालीपूजा आदिमे बायजीक नाच भरि-भरि राति चलैत रहैए। लॉडस्पीकर तेतबे कम जोरसँ बाजत जे काने ने देल जाएत। भरि-भरि राति अनघौल होइत रहत जइसँ सूतब मोसकिल। रस्ता-पेरामे चलब मोसकिल भऽ जाएत जे एक-दू दिन नै अपितु तीन-चारि दिनसँ लऽ कऽ दसो दिन धरि व्याप्त रहैए।

यद्यपि देश धर्म प्रधान अछि। जइमे खास कऽ मिथिलांचल तँ पूजा-पाठक जननीए बुझू। मुदा प्रश्न तँ ई उठैए जे हमरा लोकैनकेँ धर्म आदिक नाओंपर करक की चाही आ हम सभ कऽ की रहल छी?

ऐ तरहक काज करब केते उचित आकि अनुचित। ई हमरो लोकैन लेल आजुक विचारणीय विन्दु अछि। ऐ सभ विन्दुपर रामनरेशकेँ बैसल दलानपर माथमे बिनबिन्नी जकाँ उठल छेलैन। तखने पत्नी चाह नेने आबि हाथमे देलकैन। चारि घोंट चाह पीब पत्नीकेँ कहलखिन-

"आँइ यै रामपुरवाली, ई सभ की भऽ रहलैए?"

रामपुरवाली अकचकाइत पुछलखिन-

"कथी की भऽ रहल छै जे एना बताह जकाँ बजै छी?"

रामनरेशकेँ अपना गलतीपर भान भेलइ। जवाबमे समुद्र उपछबसँ नीक अपनाकेँ असथिरे करब बुझैलैन बजला-

"जेकरा जइ मन फुरै छै से से करैए। अच्छा जाउ भानस-भात करू गऽ"

ई गप सुनि रामपुरवालीकेँ आरो ओझरी लगि गेलैन। बजली तँ किछु ने मुदा मनमे उठि गेलैन- ई की भऽ गेलैन हिनका। रामनरेशक आत्मा अघोर-अघोर भऽ गेल ओ विचारक धारामे बहए लगल। बहैत-बहैत पुन: ओकरा मन पड़लै अपन पत्नी रामपुरवाली। रामनरेश बाजल-

"रामपुरवाली, से नै तँ अहीं कहू जे ऐ तरहक पूजा-पाठ करब केतेक उचित भेल वा अनुचित?"

रामपुरवाली बिना कोनो भूमिकाक बजली-

"जइ पूजासँ एतेक प्रदूषण बढ़ए, समाजक अमन-चैन छीना जाए, आपसेमे समाज कटि-मरि जाए, दंगा-फसादसँ लऽ कऽ मोकदमा धरि भऽ जाए तेतबे नै जे रोग शहरसँ लऽ कऽ गामो-घरमे पसरल जा रहल छै, ई तँ सरासर अनुचित भेल। मुदा विचारणीय प्रश्न ई उठैए जे समाज आखिर ई कोन बाट पकैड़ लेलक अछि। हम सभ कोन मकड़जालमे ओझरा गेल छी। आखिर ई के सोचत हम जे कऽ रहल छी से आखिर ई की कऽ रहल छी।"

कपक शेष चाह सेहो सेरा गेल छल। उठि हाथ-मुँह धोइले रामनरेश कलपर चलि गेल।



शब्द संख्या : 513

# खाधुर

केते दिनक बाद ऐबर तिलासंक्रातिक अवसैरपर गाम जेबाक मौका भेटल। सोभाविको अछि। रहू केतौ मुदा अपन सांस्कृतिक मान-मर्यादाक रक्षा हेतु पावैन-तिहार करब हम सभ ने बिसरै छी आ ने बिसरक चाही। अपितु पावैन-तिहार तँ आरो हर्ष आ उल्लासक संग मनेबाक चाही। जनम-जनमान्तरसँ माए-बाप, दादा-दादी, दीदी-पीसा, काका-काकीक हाथक फुलौल तिल-चाउर जइमे पर्याप्त गुड़ देल बेस झोरगर खूब मजा लऽ लऽ खाइ छी।

माघक जाड़ मासमे छोट-छोट नैनाक संग पजरल घूर तपैत बैसल छेलौं तखने बौआ काका पोखैर-झाँखैर दिससँ लग्ही-नदी कऽ आबि बैसला। हाथक सेरही टिन्हा लोटाकेँ घूरक दहिना कातमे रखि खोरनीसँ आगि खोरि तापए लगला। पछाइत बाँसक उबहीबला दतमैन जे रामपुरी चक्कुसँ छीलि-मोथि अपन अण्डाकार मुँहमे दैत थू-थू करैत बजला-

> “मास्टर हौ, केते दिनक छुट्टी लऽ कऽ गाम एहल। अहोभाग हमर जे आइ तोरासँ भेँट भेलह। तों सभ तँ आब परदेशी भेलहक किने।”

हम कहलयैन-

"नै बौआ काका, से बात नै छइ। हम तँ अहींसँ भेँट करैले औना रहल छेलौं। कनी बेर-बिहान होइते तँ अहाँसँ भेँट करितौं। अहाँ पहिने हाथ-मुँह धोइ लिअ तखन भरि पोख गप करब।"

बौआ काका बजला-

"हँ हँ दुइये तीन घुस्सा देबाक अछि दाँत की मासज, हँ बरू जिबिया करब तँ सोभाविके अछि।"

बौआ काका चारि-बेर ओइ दतमैनकेँ एमहर-सँ-ओहमर ठोकरा जकाँ लाड़ि-चाड़ि दू फाँक चीरि जेना चास केलापर चौकी देल जाइ छै तहिना जिबियासँ जीकेँ चौकिया लेलैन। पछाइत कलपर जा हाथ-मुँह धोइ कुकुर-आचमैन कऽ थरथराइत घूर लग आबि पुन: बैस जाइ छैथ।

घूर लग बैसते ओ पुछलैन-

"मास्टर, असगरे एलौं आकि कनियोँ?"

हम कहलयैन-

"हँ काका, ओहो एली हेन।"

बौआ काका लगले बाजि कहलैन-

"तखन कनियाँकेँ कहुन गऽ महींसक अगब दूधमे गुड़बला चाह तेजपात दऽ बनबैले।"

कहलयैन-

"हँ काका, निश्तुकी हेतइ।"

बौआ काका पुछै छैथ-

"मास्टर, और हाल-चाल सुनाबह। केना कि हाल-चाल छै देश-कोश आ अर-इलाकाकेँ। केतए केना कि भऽ रहल छै?"

हुनका बातक हस्तक्षेप करैत हम पुछलयैन-

"बौआ काका, एकटा बात कहू जे रातिखन अहाँकेँ भोजमे नै देखलौं। अहाँ तँ बुच्ची बाबक लंगोटिया संगी रहिऐन। मुदा हुनकर श्राधमे अहाँक अनुपस्थिति? ई तँ चर्चाक विषय बनल छल। लोक सभ बजै छला जे जैबारक भोज, तहूमे बुच्ची बाबूक श्राधक आ तइमे बौआ कक्काक अनुपस्थिति, ई तँ बड़ आश्चर्य।"

बौआ काका बातकेँ कटैत बजला-

"हौ मास्टर, आब तँ भोज-भात खेबाक इच्छे ने रहैए। तहूमे एक तँ अन्हरिया राति, दोसर जाड़ मास, तेसर महार टोलपर एते दूर जाएब। ऐ अवस्थामे हमरा लऽ सम्भव नै अछि।"

हम कहलयैन-

"बौआ काका, मुदा सौंसे गाम तँ दोसरे उड़ेबा उड़ल अछि।"

"से की हौ?"

बौआ काका अकचकाइत पुन: बजला-

"कनी फरिछा कऽ कहए ने?"

कहलयैन-

"लोक सभ बजै छला जे बुच्ची बाबूक श्राधमे जखन कोनो बातक कनी नै तखन बौआ काका आखिर किए ने एला।"

बजला-

"ओह, आब छोड़ह ने ओ गप-सप्प।"

कहलयैन-

"छोड़ू किए? आब एकटा बात अहाँ बताउ जे लोक सभ आहाँकेँ खाधूर किए कहैए?"

ई गप सुनिते बौआ कक्काक ब्लडपेसर जेना बढ़ि गेलैन। जोशमे आबैत बजला-

> “हौ मास्टर, ऐ संसारमे दू तरहक लोक अछि। एकटा जे जीबैले खाइए आ दोसर जे खाइले जीबैए। हमरा हिसाबसँ जे जीबैले खाइ छैथ हुनका तँ जीबाक कोनो अधिकारे ने छैन। ऐ दुनियाँमे एक-सँ-एक पैघ लोक सभ छैथ। जे भगवानक बनौल दिव्य पदार्थ जँ ओ पेबे ने करता तँ ऐ तरहेँ जीअबसँ मरबे नीक। हम जे चारि कर भोजन करै छी तँ लोक हमरा खाधूर करैए।”

बातकेँ आगू बढ़बैत काका पुन: बजला-

“हमरा हिसाबसँ ने तँ आब ओ देवी रहली आ ने कराह। नै मानबह तँ सुनह। हमर एकटा अपेछित छैथ धनीबाबू बेस पाँच हाथ नमगर। मुदा पेटक नापक मोताबिक हाथ-पएर झुझुआन भऽ जाइ छैन। इलाकामे जे केतौ भोज-भातक ओयोजन होइए तँ हुनका नौत अबस्से भेटै छैन। संजोगसँ हुनका एकबेर गामेक विद्यालयक मास्टर साहैबक बच्चियाक बिआहमे नौत पड़लैन। तीन-बजिये गाड़ीसँ ओ दीप पहुँचला। हाथ-पएर धोइते सभसँ पहिने एगारह गिलास शर्बत चढ़ौलैन। जलखैक पैकेट अबिते लगातार पाँचटा शेष केला पछाइत अल्प विराम देलखिन। भोजनक समैमे करीब पाँच दर्जन पुरी जेकरा कचौरी कहै छहक से आ संगमे एक पसेरीक लगभग तरकारी चढ़ेलखिन। तैपर सँ कनी जल पीब मधूरक दौड़मे एला। एक चंगेरा लड्डूकेँ तह लगा करीब डेढ़ सए छेनापर कौमा लगेलैन। गोर पचासे लालमोहन देलापर दहीक जखन बेर भेलै तँ गमछा जाँघसँ लऽ कऽ कण्ठ धरि पसारि दू कसतारा दही निछोह घिचला बाद पाहि लगबैत मास्टर साहैबकेँ हाक देलखिन, की यौ मास्टर साहैब ऐ छुरछुरहा पानिबला देहीसँ की हेतइ। कनी अपनेसँ डेबि ढंगगर दही उठाउ ने। लाजे मास्टर साहैब करता की। आँगन जा डाल परहक दहीबला तौला उठा धनीबाबूक पातपर रसे-रसे उझलए लगला। जाधैर

तौल भरि दही खतम नै भऽ गेल ताधैर अपन थुथुन ऊपर नै केलैन। दही खतम होइते ओ एकटा नमहर साँस लेलैन।"

हम कहलयैन-

"काका, यौ धनीबाबू तँ बेजोर लोक छैथ?"

बौआ काका बजला-

"से की कहै छहक मास्टर। अपने लकसेनाबला पाहुन प्रोफेसर साहैब ओ जखन अपन सारक बिआहमे सेरसोपाही बरियाती गेल छला, संजोगसँ आल्लू-परोड़क तरकारी हुनका रूचिपर चढ़ि गेलैन। से जलखै करै काल चूड़ा-दहीक संग तरकारीपर कनी भड़ दऽ देलखिन से ओ तखने पूर्ण बिराम लगेलखिन जखन घरवारी कलजोड़ि आगूमे ठाढ़ भेलैन। पुरैनक पातक दहिना कात अल्लूक खोंइचाक ढेरी बुझू जे पुआरक टाल जकाँ भऽ गेल रहइ। एतबे नहि, भखरौलीए-क गप लएह भखरौलीमे एकटा गुंजन महतो अछि, एतेक कलेबर जे हुनका किरपासँ कोनो भोजमे कोनो वस्तुक भण्डार कखन सठि जाएत से कहब मोसकिल। एकबेर रामदेव बाबूक बेटाक बिआहमे ओ बरूआरा बरियाती गेल छला, मरजादी होइ छै ने, तहीबेर मे ओकर धियान बरी-झोरीपर चलि गेलै से ताधैर ओ बरी-झोरी सुरकैत रहल जाधैर दसो बाल्टीन ओरा नै गेलै आ अन्तमे बेटीबला आबि कऽ माफी नै मंगलकै।"

हम कहलयैन-

"धैन छी बौआ काका अहाँ आ अहाँक संगी सभ।"

बौआ काका चाह पीब पनबटीसँ तीनटा पान निकालि मुँहमे लैत गलियबैत बजला-

"हौ मास्टर, लोक तँ एकपर एक छै ऐ दुनियाँमे। मुदा नामी चोर बहदुरबा। बगलमे लक्ष्मी भाइक गप लैह ने ओ जखन भोज-भातमे बैसता तँ धूर भरिमे पात बिछबै छैथ चूड़ा जलसँ भिजाएब तँ एकदम

निसिद बुझै छैथ जौं कोनो भोज-भातमे कोहा भरि दहीसँ कम भेलैन तँ वारीककेँ तँ मौगैत बुझह। स्पष्ट कहि दइ छथिन जे जँ उपए नै छह तँ नत किए देलह। बगलेमे हरिभंगेक गप लैह, अपने मनेजर साहैबक जे कनियाँ छथिन। हुनका तँ थारी-बाटीमे पेटे ने भरै छैन। जँ खाए लगती तँ गोर दसे मक्केक रोटी देख लइ छथिन। केरा तँ आरो हुनका चसगर छैन। ओहोमे झुरकुटिया नै बाघनर चारि घौरसँ ऊपर चाही। तरकारीए तँ लोहियो भरि। पाइने जँ पीती तँ डोल भरि। जँ चाहै पीती तँ कपमे नै इसटिलिया नमहरका गिलासमे। हौ मास्टर आब केते कहबह। हमरे एकटा महापात्र संगी छैथ देबही टोलमे। दू पसेरी धानक चूड़ा चारि तौला दहीक संग दू सेर चीन्नी आसेर अचार आ पाभरि मिरचाय ई तँ एकदम सहज। ऊपरसँ कमसँ कम दू मेलक तरकारी एते तँ बुझहक आवश्यक छैन। घरोमे लोक हुनका 'बीस रोटिये' भैया कहै छैन। सरो कुटुमैतीमे ओ खाधूरे नाओंसँ जानल जाइ छैथ। हमर कोन कथा एकसँ एक लोक छैथ खाधूर।"

तात् घूरोक ताव कम भऽ गेल। उठि दुनू गोरे विदा भेलौं।



शब्द संख्या : 1115

# कर्मक भोग

कोनारिमे एकटा पहुँचल महात्मा रहै छला। तेलियामसान सधने छला। तँए भूत-वर्तमान आ भविसक नीक ज्ञाता। महात्मा भेने चेला-चाटी सेहो नीके मुड़ने छला। समए पाबि चेला-चाटीसँ सेवा-सत्कार करा अपनाकेँ धन्य बुझै छला।

एक दिनक बात छी। सौंसे देहमे भष्म रमौने, दाढ़ी बढ़ौने, नमहर-नमहर जटा लटकौने, एक हाथमे त्रिशूल आ दोसर हाथमे कमण्डल-झोरा-चिमटा आदि लऽ विदा भेला। थोड़ेक दूर निकलला पछाइत महात्माजीकेँ चीलम पीबैक इच्छा भेलैन। एकटा पाखड़ी गाछतर छाहैरमे आसन जमा चेलाकेँ कहलखिन- “रे चेला रमादास, हमरा चीलम पीबैक तीव्र इच्छा भऽ गेलौं तँए केतौसँ आगि ला?”

महात्माजीक आदेश पाबि रामदास आगि लाबए, बगलेक टोलपर गेल। एकटा आँगन जा देखलक जे एकटा कनियाँ भानस कऽ रहल अछि। ओकरा बगलेमे एकटा खस्सी बान्हल छइ। कनियाँ जे कोनो काजै घर जाए लगए तँ एक ऐंड़ ओइ खस्सी लगा दइ तैपर खस्सी भेमिअए उठै। रामदास एकबेर देखलक दोसरबेर देखलक, ओकरा किछु फुरबे ने करै। आगि की मांगत। सोझहे आपस भऽ महात्माजी लग पहुँचल। आ सभटा खेरहा सुनबैत कहलक-

"सुनि लैह बाबा, तों हमरा सभटा कारण खोलि कऽ पहिने कहि दैह जे ओ कनियाँ किए एना करै छै तब तूँ हमरा बाबा आ हम तोहर चेला नै तँ आइसँ तहूँ घर आ हमहूँ घर।"

बाबा कहलखिन- "रे चेला, पहिने आगि तँ ला। चीलम पीब बुझा देबौ।"

मुदा चेला एक्केरट पकड़ने। से नै तँ तूँ हमरा पहिने सभ खेरहा कहह।

रामदासक बहुत जिद्द केलापर मजबूर भऽ बाबाकेँ सभटा कहए पड़लैन-

"सुन रे चेला, एकटा राजाक बेटाकेँ एकटा लौआबासँ दोस्ती छल। एक दिन ओकरा मन भेलै जे बहुत दिन भऽ गेल सासुर गेना। से नै तँ सासुरसँ भऽ आबी। राजाक बेटा माएकेँ अपन बात कहलक। माए सभ कथुक बेवस्था कऽ देलकै। ओ सासुर विदा भऽ गेल। बाटेमे ओ लौआबासँ भेँट भऽ गेल। ओ पुछलकै- केतए जा रहल छी दोस? ई कहलकै- हम तँ सासुर जा रहल छी। ओ कहलकै- हमहूँ अहाँक संग जाएब। दोस अहूँ केहेन छी ई कोन बड़का भाड़ी बात भेलै चलू संगे चलै छी। दोस, सासुर तँ हम जाएब मुदा हमर एकटा शर्त अछि, रानी लग पहिल राति हमहीं जाएब? आब तँ राजाक बेटा लचार भऽ गेल। मुदा दोस्तीबला बात, करत तँ करत की। अंतमे दुनू दोस विदा भऽ गेल। जाइत-जाइत मुनहारि साँझमे पहुँचल। महलमे खबर भेलइ। सभ नौरी आ दासी सकालेसँ सेवामे जुटि गेलइ। बड़-बढ़ियाँ आगत-सुआगत भेल मुदा सुतै काल..?

..एमहर रानी देखलक, राजा-बेटा तँ अपना संग एकटा पच्चर नेने आएल अछि। तँए एकर परीक्षा ली। रानी सोल्हो सिंगार बत्तीसो आवरण कऽ अपना महलमे जाइसँ पहिने माएकेँ कहि गेल जे दूटा पहलवान हमरा महलक गेटपर तैयार रहए, जखन जे कहबै से करत। भोजनक बादेसँ

लौआबा मोँछपर ताव दैत रहए। आब रानीक महल दिस विदा भेल। जखन ओ गेटपर पहुँचल तँ दुनू पहलमान रोकि देलकै जे के छी, कहलकै हम तँ राजाबेटा छी। आगू बढ़ि रानीक महलक दरबाजा खटखटौलक, भीतरसँ अवाज एलै, अहाँ के? कहलकै- हम राजाक बेटा। रानीकेँ शंका भेलइ। पुछलक- अच्छा कहू तँ हमर कोन छातीपर तीलक निशान अछि? बिनु सोचनै-विचारने लौआबा बाजल- दहिना छातीपर। रानी बुझि गेल जे ई लौआबा छी। रानी मोख लग ठाढ़ दुनू सिपाहीकेँ आदेश देलक, अहाँ दुनू गोरे मिलि हिनका बढ़ियाँसँ सुआगत कऽ दिअनु। रानीक आदेश पबिते दुनू पहलवान ओकरा पकैड़ थुड़ि-थाड़ि देलक। लौआबा कोनो भाँजे दलानपर आएल। मुदा ओतएसँ भागल नै दलानेपर रहल, ई सोचि जे जखने मौका लगत बदला लेब।

पछाइत सभटा हाल राजाबेटाकेँ कहलक। ओ तँ सुनिते खुशी भऽ गेल। आब स्वयं रानीक महल दिस विदा भेल। गेटपर पहुँचल। सिपाही रोकैत पुछलक उतारा दैत गेट ढकढकौलक। रानी भितरेसँ पुछलकै- अहाँ के? कहलकै- हम राजाक बेटा। फेर पुछलकै- अच्छा अहाँ ई बताउ जे हमरा कोन छातीपर तीलक निशान अछि? ओ बाजल- अहाँक बामा छातीपर। सुनि रानी खिलखिलाइत दरबाजा खोललक। आ दुनू परानी ऐश-मौज करए लगल।

...से रौ चेला, तूँ जे ओ खस्सी देखलीही से ओहए लौआबा छी। जे ऐ ताकमे अछि जे ओइ जनम तँ नै मुदा ऐ जनममे रानीसँ कोन रूपे बदला ली। आ ओ लड़की वएह रानी छी जे घर जाइत-अबैत ऐंड़ लगा दइ छइ। जे ओइ लौआबाक किरदानीपर। आ ओ भेमिअए लगैए। से रौ चेला, बुझलिही। इएह छिऐ ओकर कर्मक भोग चल आब आगू चल। आगि तँ नहियेँ लबलैं।”

चल बढ़ कहैत बाबा-चेला विदा भेल।



शब्द संख्या : 668

# प्रदूषण

आजुक भैतिकवादी युगमे विभिन्न प्रकारक संसाधनादिक उपभोगसँ मानव जीवन त्रस्त अइ। केतौ मिनटो भरिक लेल चैन नहि। बढ़ैत जनसंख्या, गाड़ी-घोड़ा, रिक्शा-तांगा, जर-जनरेटरक अवाजसँ कान बहीर! शान्तिपूर्ण ढंगसँ कम मीठ अवाजमे बाजब, स्वच्छ हवा लेब कठिन! फलस्वरूप नाना प्रकारक रोग-वियाधिक साम्राज्य पसरल अछि। घरे-घर नेना-भुटका सभ कोनो-ने-कोनो प्रकारक रोग-वियाधिसँ ग्रसित अछि। तात्पर्य, सुखक लेल एतेक संसाधन होइतो कियो सुख-चैनसँ जीब नै रहल छैथ।

दोसर दिस सहोदर होइतो सहोदराक संग भैयारी नै निभा दुश्मनी राखब, प्रेमसँ नै रहि झग्गर-झाटीमे फसि जाएब। ने सुखसँ अपने रहब आ ने दोसरकेँ रहए देब।

रोगहु पुछलक मोल्हुसँ-

> "भाय, तोँ तँ पढ़ल लिखल लोक छह। एकटा बात कहह औझका मनुखमे एतेक अलगाउ किएक?"

मोल्हु बाजला-

> "से नै बुझहक, ऐ सबहक जड़ि बाहरी प्रदूषण नहि, अपितु मनुखक भितरी प्रदूषण छी।"



शब्द संख्या : 123